मिथिलांचलक समाजमे प्रचलित नियमानुकूल वैवाहिक सम्पर्क स्थापत्यर्थ घटक-पजिआड़क नियोजन एक आवश्यक उपादान थिक। युगपुरुष जीवन झाक चाहे सामाजिक नाटकक हो वा पौराणिक ओ अपन प्रत्येक नाटककमे एकर नियोजन कयलनि अछि। सामवती पुनर्जन्ममे सेहो घटक पजिआड़क नियोजन कयल गेल अछि। जखन सारस्वत आ वेद मित्रक बीच अपन सन्तानक विवाहार्थ स्वीकृति भेटैछ तखन वेदमित्रक कथन छनि, *यद्यपि ब्राह्मणक विवाहमे अपद व्यय कोना ने हैइ छैक तथापि घटक-पजिआड़ जे कहताह ततबा टाका त अवश्य ओरिआ लेबऽ पड़त। (सामवती पुनर्जन्म, पृष्ठ-4)*

अक्षरपुरुष जीवन झा मिथिलांचलक सामाजिक जीवनसँ निरपेक्ष नहि भ' सकलाह तेँ हिनक नाटकादिमे सबठाम सामाजिक वातावरणक विशिष्ट सन्दर्भक संगहि-संग सांस्कृतिक एवं आर्थिक जीवनक अति यथार्थ प्रतिनिधित्व करैछ। हिनक समस्त नाटकक जनसामान्यक निकषपर अक्षरसः सत्यताक आवरणसँ आच्छादित अछि जाहिमे आशा-आकांक्षा, आचार-विचार, आमोद-प्रमोद, स्त्री-पुरुषक सुख-दुःख, रहन-सहन, खान-पान, वेश-भूषा, भाव-भाषा, राजनीति आदिक यथार्थ परिचय भेटैत अछि। ओ मिथिलाक सांस्कृतिक परम्पराक प्रबल समर्थक रहथि जकर प्रतिरूप हिनक नाटकादिमे स्थल-स्थलपर उपलब्ध होइछ। मैथिल संस्कृतिक अनुरूप विवाह पूर्व घटक-पजिआड़क नियोजन हमर सांस्कृतिक परम्पराक अनुरूप समाजमे प्रचलित नियमानुकूल वैवाहिक सम्पर्कक स्थापत्यर्थ घटक-पजिआड़क नियोजन आवश्यक अछि। सामवती पुनर्जन्म एवं नर्मदा सागर सट्टकमे जे घटक-पजिआड़क चर्चा भेल अछि ओ सर्वथा मैथिल संस्कृतिक अनुकूलहि अछि।

जतेक दूर धरि वेशभूषाक प्रश्न अछि हिनक नाटकान्तर्गत विशुद्ध रूपेँ मैथिल संस्कृतिक अनुरूपहि पात्रक वेशभूषाक संग साक्षात्कार होइछ। नर्मदा सागर सट्टकक घटकराजक स्वरूपक तँ अवलोकन करू :

*जैखन देखल लटपर पाग।*
*धोती तौनी नोसिक दाग॥*
*कयलक लोक गाम घर त्याग।*
*हमरा हृदय भेल अनुराग॥*

(*कविवर जीवन झा रचनावली पृष्ठ*-95)

हाथमे फराठी छनि, अवस्था विशेषक कारणेँ हुनक डाँर पर्यन्त झुकि गेल छनि, पाग लटपर छनि। एहन वेश-भूषाकेँ देखि लोककेँ घटककेँ चिन्हब कनेको भाङठ नहि होइत छनि :

*ओ जेना छल केहन उकाठी।*
*उचकि पड़ायल हमर फराठी॥*
*बीतल वयस वर्ष थिक साठी।*
*पैर न सोझ पड़य बिनु लाठी॥*
*जौं जनितहुँ एहि गामक ढाठी।*
*तौंस् न आबि भसिअइतहुँ भाठी॥*

(*कविवर जीवन झा रचनावली, पृष्ठ*-95)

एहिमे नाटकककार मिथिलामे वैवाहिक अवसरपर घटकक कर्तव्यपरायणता तथा ओकर वेश-भूषाक यथार्थ स्थितिक चित्रण अत्यन्त मार्मिकताक संग कयलनि अछि।

सांस्कृतिक परिदृश्यमे मिथिलामे पर्दा प्रथाक पालन सामाजिक रीति-नीतिक अनुकूलहि हिनक नाटकादिमे वर्णित अछि। एहि प्रथाक अनुसारेँ ससुर-भैंसुर वा परिवारक श्रेष्ठ व्यक्तिक समक्ष वा अपरिचित व्यक्तिक समक्ष मिथिलांचलक महिला नहि जाइत छथि। एहि प्रथाक अनुरूपहि कादम्बरी एवं अभिरानी एहि रहस्यसँ अवगत रहितहुँ जे सुन्दर निश्चित रूपेँ सरलाक पति थिकथिन तथापि ओ सभ आत्मीयता नहि प्रदर्शित करैत छथि। सुन्दरकेँ सेहो अनुभव होमय लगैत छनि जे सरला हुनक पत्नी छथिन, किन्तु मर्यादाक पालनार्थ ओ अपन वास्तविक परिचय नहि उद्घाटित करैत छथि।

सांस्कृतिक परिवेशक नियोजनक दृष्टिएँ जखन हिनक नाट्य साहित्यक विश्लेषण करैत छी तँ स्पष्ट प्रतिभाषित होइछ, जे युगपुरुष जीवन झा मिथिलाक संस्कृतिक अनुरूपहि फगुआक हुड़दंगक चित्रण सामवती पुनर्जन्ममे कयलनि अछि। विदर्भराज सपरिवार बैसल छथि आ मृदंग वाद्य सहित हुनक राज्य वेश्या कलावती नचैत अछि आ गीत गबैत अछि :

*रङ्ग रस होरी हो। गाबह सब मिलि रङ्ग॥*
*रहसि-रहसि सब फागु सुहागिन गाबय मनक उमङ्ग।*
*पहु परदेश बिताओल हमरा (सरिखहे) भेल मनोरथ भङ्ग॥*

(*सामवती पुनर्जन्म, पृष्ठ*-14)

एहि नाटकक होलिकोत्सवक दृश्य अत्यन्त मनोरम अछि। रंग अबीरक प्रयोग सँ होरीक हुड़दंग मचल अछि। ओहि अवसरपर राजसभाक प्रत्येक पात्र रंग अबीरसँ बोरल अछि। लोक होरीक हुड़दंग मचयबा आ उधम मचयबामे अस्त-व्यस्त अछि। राज्यादेश अछि जे एहि अवसरपर जे अनच्छुक होथि तनिका एहिसँ फराके राखल जाय अन्यथा रंग-अबीरक सराबोर राज्याधिकारी लोकनि राजभवनमे

उपस्थित छथि। राजभवन दिस जाइत नगरक शोभा ओ होलिकोत्सवक विकृत रूप दृष्टिगत होइछ। सभ एक दोसराक संग हँसी-मजाकमे व्यस्त देखल जाइछ। एहि अवसरपर बसन्तक राजाकेँ आशीर्वाद दैछ :

*महाराजक मन हरलक नटी, कहो लोक अपवाद।*
*सय वर्ष सँ जनि जीवी घटी हम दै छी आशिर्वाद।*
*(सामवती पुनर्जन्म, पृष्ठ*-14)

शलाकापुरुष जीवन झाकेँ मिथिलाक सांस्कृतिक परम्पराक गम्भीर अनुभव छलनि तेँ ओ अपन नाटकक‍मे एकर पालनार्थ उपयुक्त अवसर बहार क' लेलनि।

कीर्तिपुरुष जीवन झा अपन नाटकादिमे धार्मिक भावनाक चित्रण सेहो अत्यन्त मार्मिकताक संग कयलनि जे हुनक सांस्कृतिक पृष्ठभूमिक पृष्ठपोषक हैबाक प्रमाण दैछ। सामवती पुनर्जन्ममे अर्थोपार्जनार्थ सामवान आ सुमेधा विदर्भराजक ओतय दम्पत्ति-रूपमे पूजनार्थ नियुक्त होइत छथि। सांस्कृतिक एवं धार्मिक पृष्ठभूमिक परिप्रेक्ष्यमे सुन्दर-संयोगक कथानकक श्रीगणेश वैद्यनाथधामक प्रांगणसँ आम्भ होइछ तथा ओकर अन्त सेहो ओतहि भ' जाइछ। नर्मदासागर सट्टकमे नाटकककार कपिलेश्वरमे शिवार्चनाक चर्चा कयलनि अछि। कार्तिक पूर्णिमाक अवसरपर लोक स्नानार्थ गंगा-कमला जाइत अछि जे हमर सांस्कृतिक एवं धार्मिक जीवनक अविभाज्य अंगक रूपमे चित्रित अछि। सांस्कृतिक एवं धार्मिक दृष्टिएँ जखन हिनक नाटकादिक विश्लेषण करैत छी तँ स्पष्ट भ' जाइछ जे ई परम शिवभक्त परायण रहथि जे हिनक नाटकादिमे प्रयुक्त नचारी आ महेशवाणीसँ भ' जाइत अछि।

मिथिलांचलक सांस्कृतिक पृष्ठभूमिमे एहि ठामक निवासीक वैशिष्ट्य रहल अछि जे सात्विक भोजनक पक्षपाती रहलाह अछि। एतय तामसी भोजन सर्वथा वर्जित मानल जाइछ। एहि परम्पराक पालन नाटकककार स्थल-स्थलपर अपन नाटकक मे कयलनि अछि। सामवती पुनर्जन्ममे नाटकककार समाजमे प्रचलित नवलोकक बीच मदिरापानक परम्परासँ क्षुब्ध भ' एकर बहिष्कार करबाक उद्घोषणा कयलनि। एहि प्रसंगमे सुमेधाक कथन छनि, *एहि सभ कारण सँ राज्य निषिद्ध थिक। देखू तँ मदिरापान कयनैँ केहन लाल लाल आँखि छलैकय। छी! छी! आब मन प्रसन्न भेल अछि महा अवग्रहमे पड़ल छलहुँ (सामवती पुनर्जन्म, पृष्ठ-19)*।

मिथिलांचल निवासीक प्रमुख भोज्य वस्तुमे रहल अछि रेडीमेड चूड़ा आ दही जकर चर्चा पौराणिक साहित्यमे सेहो यत्र-तत्र उपलब्ध होइछ। नर्मदासागर सट्टकमे एहि भोज्य-सामग्रीक विश्लेषण नाटकककारक प्रमुख प्रतिपाद्य अछि जखन घटकराज भोजन करैत छथि :

*केव नथबै अछि नाकक पूड़ा।*
*ककरहु केव आगाँ बैसौलैं थकड़ि बन्है अछि जूड़ा॥*
*झट झट गट गट घटक गिड़ै छथि राव दही संग चूड़ा।*
*दुइ एक बेर पानि दै मलि मलि कात पसौलन्हि गूड़ा।*
*धड़ि एक विछलन्हि पुनि अगुतैला सह-सह करइछ सूड़ा॥*
(*कविवर जीवन झा रचनावली, पृष्ठ-*99)

कीर्तिपुरुष जीवन झाक नाटकादिक वैशिष्ट्य एहि विषयकेँ ल' कए अछि जे मिथिलांचलक सामाजिक एवं सांस्कृतिक जीवनक चित्रणक क्रममे वैवाहिक अवसरपर होम आदिक व्यवस्थाक निमित्त लावा, जारनि, धान, घी, जल, कुश, आगि आदिक चित्रण सामवती पुनर्जन्ममे कयलनि अछि। जटिलकेँ सारस्वत आज्ञा दैत छथिन :

*लावा जारनि धान धिउ जल कुश विष्टर आगि।*
*माड़व पर सञ्चित करह सब पुरहित सङ्ग लागि॥*
(*सामवती पुनर्जन्म, पृष्ठ-*47)

वैवाहिक विधिमे लौकिक एवं वैदिक दुनू रीतिक परिपालन कयल गेल अछि एहि नाटकान्तर्गत। चतुर्थीक विधि सम्पन्न होइछ संगहि-संग भार-दोरक चर्चा सेहो नाटकककार कयलनि अछि।

अक्षरपुरुष जीवन झा मिथिलांचलक सामाजिक जीवनक कतिपय चित्रण अत्यन्त कुशलताक संग कयलनि अछि। सामवती पुनर्जन्म एवं नर्मदा सागर सट्टकमे सामाजिक रीति नीतिक चर्चा करैत नाट्यकार जाहि वैवाहिक प्रथाक उल्लेख कयलनि अछि से अत्यन्त प्राचीन परम्परा अछि। मिथिलांचलमे एहि प्रकारक प्रथा एवं परम्परा प्रचलित अछि जे वैवाहिक अवसरपर वर एवं कन्या पक्षक घटक पजिआड़क मिलान होइछ, जाहिमे पर्याप्त टाकाक प्रयोजन पड़ैछ जाहिसँ विवाहक उचित प्रबन्ध कयल जा सकय। सामवती पुनर्जन्ममे एहि प्रसंगक विश्लेषण पूर्वमे कयल गेल अछि। नर्मदा सागर सट्टकमे सेहो एहि स्थितिक चित्रण भेल अछि। घटकराज नर्मदाक विवाहार्थ ओ सागरक ओतय प्रस्तुत होइत छथि तँ सामाजिक एवं सांस्कृतिक पृष्ठभूमिमे एहि परम्पराक निर्वाह कोना करैत छथि तकर अवलोकन तँ करू, *औजी! एहना ठाम घटक जे हयत मे लगले कोना विचार देत? पजिआड़केँ जे इच्छा होइन्हमे बूझि लै जाउ। (कविवर जीवन झा रचनावली, पृष्ठ-*97*)।*

सामाजिक व्यवस्थाकेँ सुदृढ़ बनयबामे आर्थिक स्थितिक दृढ़ता अत्यन्त प्रयोजनीय बुझना जाइछ। वित्त विहीन व्यक्तिक सामाजिक जीवनमे कोनो मूल्य

नहि रहि जाइछ। अतएव जाहि समाजक आर्थिक जीवन जतेक सबल रहत ओ उन्नतिक पथपर अग्रसर भ' समाजकेँ दिशा-निर्देश करबामे सक्षम भ' सकैछ। जतेक दूर धरि मिथिलांचलक सामाजिक जीवनक आर्थिक स्थितिक प्रश्न अछि ओ सदा सर्वदा आर्थिक विपन्नतासँ संत्रस्त रहल जकर फलस्वरूप कन्या-विक्रय सदृश कुप्रथाक जन्म भेलैक। जीवन झा अपन नाटकादिमे आर्थिक विपन्नताक दिग्दर्शन अनेक स्थलपर करौलनि अछि। सामवती पुनर्जन्ममे सामवान एवं सुमेधाक वैवाहिक प्रसंगमे सामाजिक आर्थिक विपन्नताक दिग्दर्शन होइत अछि जे विवाहक नियोजनार्थ प्रचुर टाकाक प्रयोजनार्थ समाजक विपन्नताक दिग्दर्शन करौलनि अछि। एहि प्रसंगमे बन्धुजीवक कथन समसामयिक समाजक विपन्नताक चित्र दर्शबैत अछि जखन ओ कहैछ, *घरमे तैखन सुख जौं पर्याप्त धन हो। हमरा तँ सतत सभ वस्तुक व्ययता लगले रहैए। (सामवती पुनर्जन्म, पृष्ठ-20)*।

आर्थिक विपन्नताक कारणेँ समसामयिक समाजान्तर्गत भीख मङनी प्रथाक जन्म भेल। नाटकककार सामवती पुनर्जन्ममे एहि प्रथाक यथार्थताक संग चित्रण कयलनि अछि। भिक्षुक ब्राह्मणक ओतय भीखक हेतु प्रार्थित होइत छथि, किन्तु परिस्थिति वसात हुनका भीख नहि भेटैत छनि।

शलाकापुरुष जीवन झाकेँ सामाजिक जीवनक गम्भीर अनुभव छलनि तेँ ओ स्थल-स्थलपर नारी दोष दिस समाजकेँ साकांक्ष करैत देखल जाइत छथि। सामाजिक, सांस्कृतिक तथा आर्थिक पृष्ठभूमिमे नारीकेँ सामाजिक मर्यादाक पालनार्थ मद्यपान, निरर्थक भ्रमणशील बनब, तन्त्राक आह्वान, पतिपर निष्प्रयोजन रोष, दुर्जन व्यक्तिक संग प्रवास गमन आदिकेँ ओ कुल ललनाक निमित्त वर्जित कयलनि। एहि प्रसंगमे ओ नर्मदा सागर सट्टकमे अपन अभिमत प्रगट कयलनि :

*मद्यपान पर्य्यटन पुनि तन्द्रा पतिपर रोष।*
*दुर्जन सङ्ग प्रवास यैह छवटा नारिक दोष॥*
(*कविवर जीवन झा रचनावली, पृष्ठ-112*)

बीसम शताब्दीक प्रथम दशकक मैथिली नाट्य सहित्यक जनक अक्षर पुरुष जीवन झा अपन समयक प्रकाश स्तम्भ रहथि जनिक नाटकादिमे मिथिलाक सामाजिक, सांस्कृतिक एवं आर्थिक जीवनक जाहि स्वरूपक प्रदर्शन करैछ तकर सार्थकता एहिमे अछि जे नाटकककार ओकर समुचित समाधान ओही समस्यान्तर्गत कयलनि। युग विधायक जीवन झा एहि विचारधाराक अत्यन्त व्यापक प्रभाव हुनक समसामयिक साहित्यकार लोकनिपर पड़लनि जे परवर्त्ती युगक नाटकककार लोकनिक हेतु एक प्रकाश-पुञ्ज प्रमाणित भेल। एकर श्रेय आ प्रेय कविवर जीवन झाकेँ छनि जे मिथिलांचलक तत्कालीन सामाजिक सांस्कृतिक एवं आर्थिक परिस्थितिकेँ नीक जकाँ जानि बूझि क' युगक आवश्यकताकेँ ध्यानमे राखि क'

अपना सम्मुख जनसाधारणक दृष्टिकोणकेँ समन्वित क' कए मौलिक नाट्य-रचनाक सूत्रपात कयलनि तथा नाट्य-प्रणालीक सन्दर्भमे नवीन दृष्टिकोण अपनौलनि। हुनका नाट्य-रचनाक ज्ञान निश्चये विस्तृत छलनि। ओ समसामयिक समाजमे घटित होइत घटनाकेँ अपन अनुभवक आधारपर विश्लेषण कयलनि। आधुनिक मैथिली नाट्य साहित्यान्तर्गत अक्षर पुरुष जीवन झा नाटकक क्षेत्रमे सामाजिक, सांस्कृतिक एवं आर्थिक स्थितिक प्रसंगमे एक कीर्तिमान स्थापित कयलनि जे एहि साहित्यक निमित्त एक अविस्मरणीय ऐतिहासिक घटना थिक जे अधुनातन सन्दर्भमे मैथिल समाजक हेतु दिशाबोधक प्रमाणित भेल।

* * *

# हरिमोहन झाक रचनाक परवर्त्ती रचनाकर्मीपर प्रभाव

विगत शताब्दी निश्चये मैथिली साहित्यक हेतु स्वर्ण कालक रूपमे प्रवेश पौलक जकर फलस्वरूप सामाजिक वातावरणक विशिष्ट सन्दर्भमे साहित्यिक वातावरणमे नव स्पन्दनक संचार भेलैक जे मातृभाषानुरागी रचनाकार एकर चहुमुखी विकास-यात्रामे मनसा वाचा कर्मणा आ कर्त्तव्य बुद्धया अजस्त्र साहित्य सरिता प्रवाहित करब प्रारंभ कयलनि जे पत्रिकादिक प्रकाशनक फलस्वरूप जनमानसमे मातृभाषाक प्रति अनुराग भावना उत्पन्न करबाक निमित्त जनजागरणक अभियान चलौलनि जे वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे ऐतिहासिक महत्वक विषय भ' गेल अछि। मातृभाषानुरागी साहित्य सृजक नव-नव प्रवृत्तिक रचनाक माध्यमे जनमानसक ध्यानाकर्षित करबाक निमित्त नव भाव-धाराक साहित्य-सृजन करब प्रारम्भ कयलनि तकरा अस्वीकार करब रचनाकारक प्रति अज्ञानता प्रदर्शित करब हैत। पत्रिकादिक प्रकाशनोपरांत मैथिली गद्य गंगा सहस्त्रमुखी साहित्यिक धारा उन्मुक्त भ' कए प्रवाहित होमय लागल जकर फलस्वरूप एकांकी, उपन्यास, कथा, निबन्ध, नाटक, प्रहसन, संस्मरण एवं यात्रा वृतांतादिक सर्वतोमुखी विकास-यात्राक शुभारम्भ भेल।

वस्तुतः उन्नैसम शताब्दीक उत्तरार्द्धमे नवीनताक सूत्रपात भेल जकर फलस्वरूप आर्थिक, धार्मिक, राजनीतिक, सामाजिक, एवं सांस्कृतिक जीवनमे नव-नव परिवर्त्तन दृष्टिगत होमय लागल। सम्पूर्ण राष्ट्र यथार्थोन्मुख प्रवृत्तिसँ प्रेरित भ' महात्मा गाँधीक स्वतंत्रता आन्दोलनक प्रश्रय देमय लागल। सामाजिक वातावरणक विशिष्ट सन्दर्भमे ओकर प्रतिनिधित्व पाश्चात्य शिक्षित वर्गक हाथमे छल। ओ लोकनि एक भाग अपन सांस्कृतिक विरासतक सुरक्षार्थ उत्सुकता देखौलनि तँ दोसर भाग नव आलोकक स्वागत कयलनि। एही सांस्कृतिक अनुष्ठानक पृष्ठभूमिमे अत्याधुनिक भारतीय भाषादिक विकास-यात्राक शुभारम्भ भेल जकर नेतृत्व बुद्धिजीवी लोकनि कयलनि। एही संक्रांति कालमे साहित्यमे आधुनिकता प्रारम्भ भेल आ रचनाकार साहित्यक नवीनतम प्रवृत्ति दिस उन्मुख भेलाह जे हास्य-व्यंग्यक सजीव चित्र अपन साहित्यमे प्रस्तुत कयलनि।

उपर्युक्त परिप्रेक्ष्यक स्वर्णिम बेलामे विगत शताब्दीक प्रथम दशकमे एक एहन अद्वितीय प्रतिभा सम्पन्न साहित्य-सृजक प्रादुर्भूत भेलाह जे अपन विविध रूपा अद्वितीय प्रतिभा सम्पन्न रचनावली ल' कए पाठकक सम्मुख प्रस्तुत भेलाह जनिक

साहित्यमे प्रचुर परिमाणमे हास्य तीक्ष्ण एवं प्रखर व्यंग्यक कारणेँ ओ जे लोकप्रियता अर्जित क' कए प्रमाणित कयलनि जे मिथिलाक पावन भूमि अद्यापि विश्वकवि महाकवि विद्यापति सदृश सुसम्पन्न प्रतिभाशाली रचनाकार उत्पन्न क' सकैछ ओ रहथि हरिमोहन झा (1908-1984)। ओ प्रचुर परिमाणमे उपन्यास, एकांकी, कथा, कविता, निबन्ध, प्रहसन, एवं जीवनयात्राक रचना क' कए गद्य एवं पद्य धाराक अवरूद्ध मार्गकेँ नव प्रवृत्तिक रचनादि द्वारा प्रशस्त कयलनि। साहित्यक सर्वाधिक महत्त्वपूर्ण उपलब्धि थिक जे रचनाकार अपन अनुभूतिकेँ सत्यताक संग उद्घाटित करब साहित्यकारक दायित्व होइछ। रचनाकारक व्यक्तित्वक निर्माणमे अनेक प्रकारक भूमिका कार्य करैछ आ ओहि सभक सम्मिलित संयोजनसँ अपन रचनाक स्वरूप सुनिश्चित करैछ। मातृभाषानुरागसँ उत्प्रेरित आ अब्याहत मोह हिनका अपन कौलिक विरासतक रूपमे प्राप्त भेलनि जकरा ओ जीवन आ जगतक गम्भीर अनुभवकेँ व्यक्त करबाक तीव्र लालसा हिनका साहित्य-सृजन दिस प्रेरित कयलक। साहित्यिक क्षेत्रमे ई अपन अद्भूत समंवयात्मक दृष्टिकोणक परिचय देलनि। ओ युगक निष्प्राण धमनीमे अपन साहित्यक माध्यमे नव जीवनक रक्त संचारित करबाक प्रयास कयलनि। ओ गद्य आ पद्य दुनू विधामे समान रूपेण लेखन कयलनि, किंतु पद्यक अपेक्षा गद्य-विधाकेँ, जकर अभाव मैथिलीमे छल तकरा पूर्त्ति करबाक संकल्प कयलनि।

ई श्रेय आ प्रेय हुनके छनि जे ओ सर्वप्रथम मिथिलाञ्चलक संगहि संग राष्ट्रीय आ अंतराष्ट्रीय जनमानसक नव्यतम प्रवृत्ति हास्य-व्यंग्यकेँ चिन्हलनि तथा ओकरा अवलम्बन क' कए कन्यादान (1933), द्विरागमन (1943), प्रणम्य देवता (1945), रंगशाला (1948), खट्टर ककाक तरंगक प्रथम भाग (1948), द्वितीय भाषा (1955), चर्चरी (1960), एकादशी (1964), जीवन यात्रा (1982), आ काव्य संग्रह (2005) आदि पुस्तक रूपमे प्रकाशित अछि। एहिसँ अतिरिक्त निबन्धादि यथा स्त्री-शिक्षाक वर्त्तमान दशा (मिथिला वर्ष-1 अंक-1 सन् 1336 वैशाख), स्वराज कँ लेत (मिथिला वर्ष-1 अंक-8 सन् 1337 अगहन) एवं देशाचार (डॉ. प्रेमशंकर सिंहक शोध प्रबन्ध)मे समसामयिक सामाजिक कुरीतिक प्रति ओ साकांक्ष कयलनि। हिनक निम्नस्थ कथादि यथा निरसन मामाक सिनेमा (1961), प्रगतिक पथपर (1961), शास्त्रार्थक जोश (1962), सहस्त्रर्थाचिभ्यो नमः (1962), सहयात्रिणी (1963), आब मोक्षे चाही (1970), भोला बाबाक गप्प (1974), कालाजारक उपचार (1977) एवं महाभारतक क्षेपक (1979), मिथिला मिहिरमे धूल-धूसरित भ' रहल अछि। हिनक प्रहसन यथा बौआक दाम (1946), महाराज विजय (1948), ठोपसँ टोप (1935), आदर्श मैथिल रेलवे एवं रेलक झगड़ा (1960) आदि कोनो संग्रहमे नहि आबि सकल अछि जे चिंतनीय विषय थिक।

उपर्युक्त रचनादिमे ओ सामाजिक वातावरणक विशिष्ट सन्दर्भमे सामकालीन मैथिल समाजक कुरुचि पूर्ण सामाजिक विकृति एवं विसंगतिपर कुण्ठाराघात कयलनि। सादा जीवन आ उच्च विचारक ओ प्रतिमूर्ति रहथि। ओ सत्य ज्ञानक भण्डार रहथि। ओ सशक्त व्यंग्यकार रहथि। हुनक चिंतन, पाण्डित्य, नीर-क्षीर विवेचनक शक्ति, व्यक्ति-व्यक्तित्वक खरेपन, सोझ, सपाट कथनक निखरल स्वरूप जनमानस समक्ष प्रस्तुत भेल जे उपन्यासकार, एकांकीकार, कथाकार, कविताकार, निबन्धकार, प्रहसनकार, एवं जीवन-यात्राकारक रूपमे हिनक साहित्यिक अवदान निश्चित रूपें प्रेरणादायक प्रमाणित भेल राष्ट्रीय एवं अंतराष्ट्रीय स्तरपर। हिनक चिंतन आ साहित्य-साधना सागर सदृश विशाल अछि जे परवर्त्ती साहित्यसाधक लोकनिक प्रेरणाक अविरल स्रोत बनल। ओ अपन साहित्यिक प्रतिभा प्रसादात सामाजिक वातावरणक विशिष्ट सन्दर्भमे अन्ध-विश्वास, रूढ़िग्रस्त परम्परा, धार्मिक वितण्डावाद, जीवनमे अंतर्विरोध, असंगति, ढ़ोंग, दम्म, पाखण्ड, बाबा वाक्यं प्रमाणम् क' हठधर्मियता, मिथ्या बड़प्पन, मूर्खतापूर्ण संघर्ष, जीर्ण-शीर्ण विचार धारापर कशाघात क' कए आचार-विचार एवं वाह्याडम्बरक तीव्र आलोचना आ भर्त्सना कयलनि। आनक उपलब्धिकेँ सहज भावसँ स्वीकारैत ओ सत्य गुणग्राहकक भूमिकाक निर्वाह कयलनि। हिनक कृतित्वक वैशिष्ट्य थिक हास्यमे सन्निहित व्यंग्य द्वारा ओ सामाजिक दोष दिस जनमानसक ध्यान आकर्षित कयलनि। प्राचीन एवं अर्वाचीन परम्परा एवं परिपाटीक दोष सम्प्रति वर्त्तमान अछि ओहि सभकेँ लक्ष्य क' कए ओ अपन व्यंग्यवाण सँ बेधबाक प्रयास कयलनि। हिनक साहित्यमे ने तँ प्राचीन अन्धविश्वासक प्रति निष्ठा अछि आ ने तँ नवीनताक आन्धानुकरणक प्रति आशक्ति।

हरिमोहन झाक सम्पूर्ण साहित्य मात्र मिथिलाञ्चलक परिसर धरि सीमित नहि रहल, प्रत्युत राष्ट्रीय एवं अंतर्राष्ट्रीय स्तरपर उज्ज्वल भविष्यक सूचक सिद्ध भेल। हिनका द्वारा स्थापित परम्पराक प्रभाव परवर्त्ती युवा पीढ़ीक साहित्यपर तीन रूपें पड़लैक। प्रथम तँ ई मैथिलीमे पाठक वर्गक निर्माण कयलनि। द्वितीय मिथिलाञ्चलक कन्या लोकनिक व्यक्तिगत जीवन प्रभावित भेल जे हजारक हजार शिक्षित भ' कए एक नव ज्योति जगौलनि। तृतीय प्रभाव पड़ल परवर्त्ती साहित्यकार लोकनिपर जे हुनका द्वारा प्रवाहित हास्य-व्यंग्य अविरल धाराक अनुकरण क' कए साहित्यक विभिन्न विधामे साहित्य सृजनक परम्पराक शुभारम्भ कयलनि।

मैथिली साहित्यमे हिनका द्वारा हास्य-व्यंग्यक जे धारा प्रवाहित कयल गेल ओ एक नव-युगक अवतारणा क' कए नव ज्योति जगौलक। हिनक प्रतिभाक छाहरिमे न्यू फोर्सक आविर्भाव भेलैक। हुनक कथा-साहित्यक परिवेशमे न्यू फोर्सक

औनाहटिकेँ नहि थाहल जा सकैछ। न्यू फोर्सक अवतारणा एहन धरातलपर भेल आ एकर औनाहटि सर्वथा मौलिक छैक। हिनक साहित्यमे एकहि अकुलाहटि थिक समाजक नव जीवन शक्ति (भाइटल फोर्स)क प्राचीनताक सड़ल छोलकोइया फोड़ि क' जनकल्याणक किरणसँ बाहर हैबाक अकुलाहटि। हुनक साहित्यमे रूढ़िवादक अन्धकार पूर्ण रात्रिक अंतिम अंशमे विहग कुलक रागिणी जे अयनिहार नवयुगक आन्दोलनक स्वागतमे गूंजि रहल अछि। ओ नारी जागरण शंखनाद कयलनि जकरा माध्यमे पर्दा प्रथा, तिलक-दहेज, बाबा वाक्यं प्रमाणम् पर गम्भीर चोट कयलनि।

हिनक साहित्य समाजक बीच प्रखर वेगसँ प्रवाहित होइत विभिन्न सामाजिक शक्ति सोसल फोर्सक घात प्रतिघात अछि। हुनक पात्र सभ परिस्थितिक प्रवाहमे बहैत अछि। आधुनिकताक बसातमे हिलैत अछि।

मैथिली उपन्यासक क्षेत्रमे ई हास्य-व्यंग्यक जे अजस्त्र धारा बहौलनि जे परवर्त्ती उपन्यासकार लोकनिक पाथेय बनल। जतय ओ शिक्षा-दीक्षा कारणेँ अनमेल विवाहक बलिदानक वेदी कन्या लोकनिक कुर्बान होइत देखलनि तकरा परवर्त्ती उपन्यासकार लोकनि व्यापक परिधिमे आनि यथा अवस्थाक कारणेँ अनमेल विवाह, रूप-गुणक कारणेँ अनमेल विवाह, शिक्षा दीक्षाक कारणेँ अनमेल, विधवा-विवाह आदि विविध सामाजिक वातावरण विशिष्ट सन्दर्भमे समसामयिक समाजमे व्याप्त विविध समस्यादिपर व्यंग्य कयलनि। वस्तुतः हिनक उपन्यासक प्रभाव मैथिली साहित्यपर तीन रूपें पड़लैक-समाजक मनोवृत्तिपर, कन्या लोकनिक व्यक्तिगत जीवनपर तथा परवर्त्ती लेखक समुदायपर।

हिनक उपन्यास नव युगक चौराहापर सामाजिक वातावरणक विशिष्ट सन्दर्भमे परम्परावादक गुदरी पहिरने, कट्टरता मारल, ढ़ोंगक झमारल, रूढ़िवादी जजर्रित समाजपर तीक्ष्ण व्यंग्य क' कए हास्य उत्पन्न कयलनि। हिनक हास्य-व्यंग्यसँ संयुक्त उपन्यास माइल स्टोन प्रभावित भेल जे हिनका द्वारा स्थापित मापदण्डक टक्कर क्यो नहि क' सकला। हिनका द्वारा स्थापित एहि प्रवृत्तिक व्यापक प्रभाव परवर्त्ती अत्याधुनिक उपन्यासकार लोकनिपर पड़लनि जे वस्तुतः एहि प्रवृत्तिक वास्तविक विकास दृष्टिगत होइत अछि। हिनकासँ प्रभावित भ' योगानन्द झा (1922-1986) मिथिलाञ्चलमे प्रचलित कुलीन प्रथाक निस्सारतापर भलमानुस (1944) मे अन्धविश्वासक वेदीपर सुकुमारी निर्मलाक निर्मम हत्या आ पवित्रा (1966)मे बाल-विवाहक कारणेँ वैधव्यक समस्या उपस्थित क' कए व्यंग्य कयलनि।

हरिसिंह देवक वैवाहिक व्यवस्थाक पृष्ठभूमिमे कन्या-विक्रय आ वृद्ध-विवाहक पृष्ठभूमिमे वैद्यनाथ मिश्र यात्री (1911-1998), पारो (1353 साल) एवं नवतुरिया

(1954)मे अवस्थाक कारणेँ अनमेल विवाहक समस्यापर व्यंग्य कयलनि। उपन्यास सम्राट वृजकिशोर वर्मा मणिपद्म (1918-1986) अनलपथमे प्राचीन कुलीन प्रथाक नीचाँ दबायल चिनगोरा नव सामाजिक चेतनाक स्फुलिंग बनि क' भुवनेश्वर एवं सरिताक रूपमे खिलैत अछि। सामाजिक नैतिकताक भर्त्सनाक संगहि-संग एहिमे सामाजिक जीवनमे राजनीति एवं आर्थिक पक्षपर व्यंग्य कयल गेल अछि। शारदानन्द झाक जयवार एवं अवधनारायण झाक वनमानुषमे उपन्यासकार समाजांतर्गत कतिपय उदण्ड व्यक्तिक दुष्कर्मसँ परिवार कलंकित भ' सम्पूर्ण समाज हास्यापद भ' जाइछ। राजकमल (1929-1967), पाथर फूल (1957) एवं आदि कथा (1958)मे व्यक्तिक व्यवहार एवं आंतरिक जगतक वीभत्स नग्नता एवं सामाजिक विरूपतापर व्यंग्य कयलनि। जतय विन्देश्वर मण्डल बाटक भेट जिनगीक गेंठ (1967)मे तिलक-दहेजपर ततय रूपकांत ठाकुरक नहलापर दहला (1967)मे बीसम शदीक उत्तरार्द्धमे जीवनमे आयल विसंगतिपर हास्य-व्यंग्य शैलीमे समसामयिक समाजपर व्यंग्य कयलनि।

समाजक परिवर्त्तित परिवेशमे ओ कथा-साहित्यांतर्गत जाहि हास्य-व्यंग्य शैलीक अवतारणा कयलनि तकरा परवर्त्ती पीढ़ीक युवा कथाकार लोकनि अधिक प्रशस्त कयलनि। किछु कथाकार तँ हुनक विचारधाराक अनुगमन कयलनि आ किछु व्यंग्य-मिश्रित भाषा-शैलीकेँ। परवर्त्ती कथाकार कोन अनुपातमे हुनक अनुकरण ओ विचारणीय प्रश्न अछि। हिनक कथाक लोकप्रियताक फलस्वरूप परवर्त्ती कथाकार हाँजक हाँज अग्रसर भेलाह जकर फलस्वरूप हास्य-व्यंग्य शैलीक निम्नस्थ कथा संग्रह प्रकाशमे आयल यथा नागेन्द्र कुमारक ससरफानी (1947), दृष्टिकोण (1954), शिकार (1954), एवं फलेना जामुन (1955), मायानन्द मिश्र (1934)क भाङक लोटा (1957) गोविन्द चौधरीक पाञ्चजन्य, रूपगर्विता एवं पाँच फूल, उदयभानु सिंहक जखन-तखन (1963), रूपकांत ठाकुरक धूकल केरा (1964) एवं मोमक नाक (1965), रमानाथ मिश्र मिहिर (1939-1999)क स्मृति (1965) एवं एकयुगक बाद (1975), छत्रानन्दसिंह झा (1946)क डोकहरक आँखि (1971) एवं काँटकूस (1977), हंसराज (1938-2006) जे कीने से (1972) दमनकांत झा (1924-1994)क गपाष्टक (1974), अमरनाथ झाक क्षणिका (1975), एकटा चाही द्रोपदी (1976), कबकब (1977), जोंक (1978), मोम जकाँ वर्फ जकाँ (1980) एवं अधकट्टी (2007) तथा मंत्रेश्वर झा (1944)क एक बटे दू (1977) आदि उल्लेखनीय अछि। परवर्त्ती किछु कथाकार एहन छथि जनिक कथा संग्रह तँ नहि प्रकाशमे आबि सकल अछि, किन्तु समकालीन पत्रिकादिमे हुनका सभक एहि प्रवृत्तिक कथादि प्रकाशित अछि जकर संख्या शताधिक अछि।

हरिमोहन झा ने विश्रुत गद्यकार रहथि, प्रत्युत वाक् सिद्ध कविताकार सेहो

रहथि। हुनका विलक्षण प्रतित्वपन्नमतित्वक प्रतिभा सेहो छलनि। काव्यक क्षेत्रमे कुत्सित वैवाहिक परम्परा, बाल-विवाह, वृद्ध-विवाह, आधुनिक फैशन एवं सभ्यता, महगी, धार्मिक पाखण्ड, पर्दाप्रथा इत्यादि विषय केन्द्रित क' कए गंभीर व्यंग्य कयलनि। परवर्त्ती युवा पीढ़ीक कवि लोकनि कतिपय कविताक रचना कयलनि। ओ ढ़ाला झा (विक्रम संवत् 2003)मे एहन व्यंग्यात्मक चित्र प्रस्तुत कयलनि जे लुट्टी झाक प्रप्रौत्र, नरहा पाञ्जि, ककरौड़क निवासी तथा बेलौंचेक वंशज, जनिक स्वरूप देखितहि पाठकक हास्यक अन्त नहि होइछ। एकर प्रभाव परवर्त्ती बड़ चर्चित काव्यकार वैद्यनाथ मिश्र यात्रीपर पड़ल आ ओ बूढ़वरक रचना कयलनि जे मैथिल समाजक यथार्थ व्यञ्जना उपस्थित करैत अछि। ई कविता भावनाक तीव्रताक कारणेँ हृदयग्राही बनि गेल अछि। वृद्ध विवाहक शब्द-चित्र चन्द्रनाथ मिश्र अमर (1925) बुढ़बा काका (1364 साल)मे अंकित कयलनि जे पुनर्विवाहक हेतु कतेक व्याकुल छथि। एहन वृद्ध-वरकेँ देखि क' केँ पाठक नहि हैत जकरा हृदयमे आक्रोशक भावनाक उदय नहि हैत। एहि परम्परासँ प्रभावित समाजक यथार्थ अभिव्यञ्जना वैद्यनाथ मिश्र यात्री बूढ़वरमे कयलनि :

*माथ छलनि औन्हल छाँछ जकाँ*
*जीह गाँजक जोलही माछ जकाँ*
*दाँत ने रहन्हि निदन्त रहथि*
*बूड़ि रहिथ घेंत्था वसन्त रहथि*

मिथिलाक समसामयिक समाजमे वृद्ध-विवाहक प्रचलनक कारणेँ कन्या विक्रय प्रथाक प्रचलन भेल। एहि परिप्रेक्ष्यमे हरिमोहन झा कन्याक निलामी डाक (1336 साल)मे पतित कुलीन प्रथापर कुण्ठराधात कयलनि जे कन्या एवं वर पक्षक घटक कोना मायाजालमे फँसा क' कोमल कलीकेँ वृद्धक संग विवाह स्थिर करैत छथि तकर मार्मिक चित्रणसँ प्रभावित भ' वैद्यनाथ मिश्र यात्री जखन कहैत छथि :

*देख' मे सुखैल पकटैल काठ*
*रुपैया बान्हि बूढ़ ऐला सौराठ*

तथा

*ई की कैल उठा क' आनल*
*कमलक कोढ़ी लै ढ़ेङ कोकनल*
*बेटीकेँ बेचलहुँ मडुआक दोबर*
*बूढ़ बकलेल सँ भरलहुँ कोबर*

आ उपर्युक्त प्रसंगमे चन्द्रनाथ मिश्र अमर कहैत छथि :

*आगि देखौने कतहु नहि नमरैक लाह*

वृद्ध विवाहक दुष्परिणाम होइछ अधिकांश कन्या विधवा बनि जाइछ। बाल-विधवाक जीवन केहन विषाद पूर्ण होइछ तकर स्पष्ट चित्रांकन वैद्यनाथ मिश्र यात्री कयलनि विलाप कवितामे। यथा :

*भुस्साक आगि जकाँ*
*जरै छी मने मन हमहुँ*
*फटै छी कुसियारक पोर जकाँ*
*चैतक पछबामे ठोर जकाँ*

हरिमोहन झा अत्याधुनिक फैशन परस्त युवक-युवतीपर सेहो व्यंग्यक कुण्ठाराधात कयलनि जकर स्पष्ट चित्र भेटैछ बूढ़ानाथ (1960) काव्यमे। आधुनिक समाजमे नारीक चारित्रिक उच्छृंखलता कतेक वेसी अछि ताहिपर कवि व्यंग्य करैत छिथ। एहिसँ प्रभावित भ' वैद्यनाथ मिश्र यात्री अत्याधुनिक राधिकापर कटाक्ष कयलनि :

*देवि स्कूटर वाहिनी घुरिआउ सन्ध्याकाल*
*कोनो होटल मध्य बाट तकैत हैत बाँके बिहारीलाल*

युग चक्रक कवि चन्द्रनाथ मिश्र अमर जखन कटाक्ष करैत छथि :

सुन्दरता लै पुरुष फटै छिथ
नारी वर्गक कान कटै छथि
तैं तँ महिला सब उठि चलली
*काटै पुरुषक कान कहौ कें*

आधुनिक फैशनक अति व्यापक प्रभाव पड़ल, जाहिसँ प्रभावित भ' परम्परावादी पण्डित लोकनि सेहो एहिसँ अछूत नहि रहि सकलाह। ओ सभ सेहो आधुनिकताक संग चरणमे चरण मिला क' चलय लगलाह। गोपाल जी झा गोपेश (1931-2009) एहने एक पोंगा पण्डितपर व्यंग्य करैत छथि :

देखने छलियनि पण्डित जीकेँ
टोस्टक संग चाहक चुस्की लैत
वैदिको जी भेटलाह सिनेमेमे
देखय आएल छला राजकपूरक सतरंगी तमाशा

अत्याधुनिक सभ्यतामे जतय हिनका दोष दृष्टिगत भेलनि तकरो ई व्यंग्यक आलम्बन बनौलनि। एहि दृष्टिएँ हिनक टी पार्टी (2005 साल) विशुद्ध हास्य-व्यंग्यसँ अनुप्राणित अछि जाहिसँ प्रभावित भ' गोपालजी झा गोपेश कतिपय कविताक रचना कयलनि।

धार्मिक पाखण्डक आलम्बन बना क' ई कतिपय काव्यक सृजन कयलनि। तन्त्र-मन्त्र, शास्त्र-पुराणक वितण्डावादक कारणेँ सामाजिक जीवन दिन प्रति दिन विषम भेल जा रहल अछि। धर्मक नामपर अपनाकेँ अग्रदूत बुझनिहार पाखण्डी पण्डित लोकनिपर व्यंग्य क' कए धर्माचारक भण्डा फोड़लनि जकर प्रत्यक्ष उदाहरण थिक हुनक पण्डित (1953) एवं पण्डित विलाप (1960)। एहिसँ प्रभावित भ' राजकमल चौधरी वैद्यनाथ धामक पण्डा लोकनिपर, आद्यानाथ झा निरंकुश (1934) गामक भूत एवं ब्रह्मस्थानमे, काञ्चीनाथ झा किरण (1906-1989) माटिक महादेवमे (1950) तथा तन्त्रनाथ झा (1909-1994), मुसरी झा (1956)मे उपर्युक्त पृष्ठभूमिमे व्यंग्य कयलनि जाहिमे हास्यक रूप स्वयं उद्भाषित भ' गेल अछि। जहिना ओ अपन गद्य-साहित्यमे नारी जागरणक शंखनाद कयलनि तहिना ओ अपन काव्यमे सेहो उपर्युक्त प्रवृत्तिकेँ अधिक मुखर कयलनि जकर स्पष्ट रूप हिनक अङरेजिया लड़कीक समुदाउन (1953) एवं बुचकुन बाबा (1358 साल)मे उपलब्ध होइछ। एहिसँ प्रभावित भ' परवर्त्ती युवा कवि लोकनि कतिपय काव्यक सृजन क' कए एकरा अधिक मुखर कयलनि। हिनक निरसन मामा (1953)सँ प्रभावित भ' वैद्यनाथ मिश्र यात्री नवनाचारी तथा बुचकुन बाबासँ प्रभावित भ' गोपाल जी झा गोपेश करिया काकाक रचना कयलनि।

भिन्न-भिन्न स्थानसँ पत्रिकादिक प्रकाशनक फलस्वरूप निबन्ध-लेखनक एक प्रबल ज्वार आयल तकरे फलस्वरूप हास्य-व्यंग्य मिश्रित निबन्धक पारम्परिक शुभारम्भक प्रमाण थिक हिनक निबन्ध-साहित्य जाहिमे ओ समसामयिक सामाजिक कुरीति, पण्डित लोकनिक वाह्याडम्बर आ प्राचीन अन्धविश्वासकेँ खण्डित करबाक दिशामे जनमानसक ध्यानाकर्षित कयलनि। पहिने तँ हिनक निबंधादि वैदेही, मिथिला दर्शन, स्वदेश एवं मिथिला मिहिरमे प्रकाशित भेल, किन्तु पश्चात् जा क' खट्टर ककाक तरंग प्रथम भाग (1948) आ द्वितीय भाग (1955)मे प्रकाशित भेल जकर फलस्वरूप एहि विधाकेँ अत्यधिक बल भेटलैक। हिनक निबन्धक प्रमुख नायक छथि खट्टर कका जे पूर्णत: विनोदी प्रवृत्तिक व्यक्ति छथि। हिनक प्रत्येक बात विनोद पूर्ण होइत छनि। ई अपन प्रतित्वपन्नमतित्वक कारणेँ सदिखन काव्य-शास्त्र-विनोदक धारा प्रवाहित करैत छथि। हिनक व्यंग्य युक्त विनोद पूर्ण कथनमे व्यक्ति, समाज, धर्म, दर्शन आदिक कटु आलोचना उपलब्ध होइछ। थैकरे जकरा राउण्ड एवाउट पेपर्स, कहलनि ओहि परिप्रेक्ष्यमे खट्टर कका पुरातन परम्परा यथा

अन्धविश्वास, धार्मिक पाखण्ड, ढ़ोंग, रूढ़ि आदिपर व्यंगय क' कए भयानक विद्रोह करैत छथि।

हिनक निबन्धक प्रमुख स्वर रहल अछि वेद-पुराण, कर्मकाण्ड, धर्म-शास्त्र, रामायण-महाभारत, ज्योतिष, आयुर्वेद, तन्त्र-मन्त्र, देवी-देवता, स्वर्ग-नरक, पुनर्जन्म-मोक्ष आदि विविध विषयकेँ ओ कोन रूपेँ देखलनि जे हिनका तार्किक निबन्धकारक कोटिमे परिगणित क' देलक। ओ गीता, दुर्गापाठ एवं सत्यनारायणक कथाक विनोदात्मक व्याख्या करैत छथि तँ सांख्य, वेदान्त एवं भगवत्-भजनपर व्यंग्यात्मक पिचकारी छोड़ैत छथि। हिनक निबन्ध साहित्य बिजलीक करेंटक समान अछि। धार्मिक पाखण्डक खण्डनमे ओ प्रमाण एवं व्यंग्यवाणक झड़ी लगा देत छथि। हिनक निबन्धादिककेँ पंक्ति-पंक्तिमे हास्य-व्यंग्यक अजस्त्र धारा प्रवाहित भेल अछि। विचार-प्रधान निबन्धमे देखल जाइछ जे विचारात्मक एवं मधुर भावात्मक गद्यशिल्पक सम्मिश्रण आ वाद-विवादक प्रसंगमे संयुक्त गम्भीर व्याख्यात्मक गद्य-शिल्पक तेजी रहैछ। एहन गद्य शिल्पक हेतु बात कहबाक लेल भाषा नहि तकैछ।

निबन्धक क्षेत्रमे हुनका द्वारा स्थापित परम्पराक परिप्रेक्ष्यमे परवर्त्ती युवा निबन्धकार एहि प्रवृत्तिसँ अनुप्राणित भ' आगाँ बढ़यबामे अद्भुत योगदान देलनि जकर संख्या सह्स्त्राधिक अछि। किन्तु दुर्योगक विषय थिक जे जाहि परिमाणमे हास्य-व्यंग्यसँ संयुक्त निबन्ध विभिन्न पत्रिकादिमे प्रकाशित भेल ओकर अत्यल्प संग्रह प्रकाशमे आयल अछि। खट्टर ककाक तरंगसँ सर्वाधिक अनुप्राणित भेलाह अमृतधारी सिंह (1918-1992) तथा हुनक शैलीक अनुकरण क' कए घूटरबाबाक जाल (1976) एवं मन्त्रेश्वर झा ओझा लेखेँ गाम बताहे (1979) प्रकाशमे आयल। उपर्युक्त दुनू निबन्ध संग्रहमे हास्य-व्यंगयक संग कथात्मक रोचकताक समन्वय भेल अछि।

एतय एक बातक उल्लेख करब अधिक समीचीन हैत जे एहि विधामे नव-नव प्रतिभा सम्पन्न निबन्धकारकेँ उपस्थित करबाक दिशामे पटनासँ प्रकाशित मिथिला मिहिर अत्यधिक प्रोत्साहित कयलक। किन्तु एतबा कहबामे अतिशयोक्ति नहि होयत जे जाहि प्रकारक लोकप्रियता हरिमोहन झा अर्जित कयलनि ताहि रूपक लोकप्रियता अद्यापि किनको नहि भेटलनि अछि।

हरिमोहन झाक प्रहसन, एकांकी एवं छाया रूपक रचना क' कए एक प्रतिमान प्रस्तुत कयलनि जकर व्यापक प्रभाव परवर्त्ती युगक युवा रचनाकर्मीपर पड़ल। एहि सब रचनादिमे व्यंग्य एवं हास्यक प्रधानता अछि जाहिमे ओ समाजकेँ कंगाल बना देनिहार दहेज प्रथा आ नारी जागरणक शंखनाद कयलनि। एहि दृष्टिएँ तन्त्रनाथ झाक एकांकी चयनिका (1947)मे कालेज प्रवेशमे एक अनुभवहीन, आधुनिकताक प्रिय एवं अर्द्धज्ञान प्राप्त छात्र समुदाय, तमघैलमे स्वार्थी समाज आ उपनयनाक

भोजमे सामाजिक द्वेष तथा कुप्रथापर प्रपंच रचनिहार तथा घटकक पराभवमे नव युवक समुदायपर व्यंग्य कयलनि अछि जे विनु कन्या देखने विवाहार्थ प्रस्तुत नहि होइत छथि। योगानन्द झा मुनिक मतिभ्रम (1953)मे वृद्ध विवाहपर कठोर आघात कयलनि जाहिमे नाटकीय व्यंग्यक स्वर अधिक प्रखर अछि। सामाजिक वातावरणक विशिष्ट सन्दर्भमे समसामयिक घटनाक आधार बना क' चन्द्रनाथ मिश्र अमर समाधान (1955)मे निरक्षरता निवारक पाठशालामे वयस्क शिक्षापर संगहि नवीन पाठ्य प्रणालीमे आधुनिक शिक्षा पद्धतिपर तथा मलरवि (1961) हास्य-व्यंग्यक जे वातावरणक सृजन कयलनि जे सर्वाधिक निखरल अछि। सुधांशु शेखर चौधरी (1920-1990)क हथटूट्टा कुरसी (1960)मे दू पीढ़ीक मानसिक वैषम्य, संघर्ष, वाह्याडम्बर, ममत्व एवं सामाजिक परिवेशपर कठोर व्यंग्य कयलनि अछि।

एहि प्रवृत्तिकेँ आगाँ बढ़यबाक दिशामे परमेश्वर मिश्र क' त्रिवेणी, हिरश्चन्द्र झाक छींक, रूपकान्त ठाकुरक वचन वैष्णव (1965) एवं लगाम (1966), चन्द्रकान्त झाक वाल्टी क्लब (शाके 1881) एवं पढ़बाक खर्च (शाके 1881), प्रबोध नारायण सिंहक हाथीक दाँत (1964), उदय नारायण सिंह नचिकेताक रामलीला (1977), जगदीश झाक मैथिली एकांकी प्रहसन (1988), किशोरी यादवक आँखिक बीझ (1987), मन्त्रेश्वर झाक बहुरूपिया (1993) एवं धूर्त्तनगरी (1993) समारोह (1991) एवं पराजय (1994) आदि-आदि एकांकी एवं प्रहसन हरिमोहन झाक हास्य-व्यंग्य शैलीक अनुकरण क' कए लिखल गेल अछि।

एहि विधामे कतिपय एकांकी एवं प्रहसनकार उद्भूत भेलाह जनिक रचनादि विभिन्न पत्रिकादिमे धूल-धूसरित भ' रहल अछि जकर संकलन अद्यापि प्रकाशमे नहि आबि सकल अछि। हमर विश्वास अछि जे भविष्यमे एहि विधाक अनुकरण क' कए परवर्त्ती युवा पीढ़ी नव रूपेँ हास्य-व्यंग्य प्रस्तुत करताह।

कारयित्री एवं भावयित्री प्रतिभासँ समलंकृत हरिमोहन झाक उपन्यास, एकांकी, एवं प्रहसन, कथा, कविता, निबन्धादिमे हास्य-व्यंग्यक नव प्रवृत्तिक ओ जे नेओ देलनि ताहिसँ अनुप्राणित भ' परवर्त्ती युवा रचनाकर्मी राष्ट्रीय एवं अन्तर्राष्ट्रीय स्तरपर प्रभावित भेलाह जे उपर्युक्त विवेचनसँ स्पष्ट अछि। एहि प्रवृत्तिक हिनक विशाल साहित्यिक अवदान एक वट-वृक्षक समान अछि जकर परिसरकेँ केन्द्र-विन्दु मानि परवर्त्ती युवा रचनाकर्मी हास्य-व्यंग्यक अजस्त्र धारा प्रवाहित कयलनि आ पाठकवर्गक निर्माण, स्त्री शिक्षाक व्यापक प्रसार, अनमेल विवाहक अंत, धार्मिक वितण्डावादमे सुधार, चारित्रिक दुर्बलताक विनाश, राजनीतिक मूल्यमे ह्रास, सामाजिक वातावरणक विशिष्ट सन्दर्भमे सुधारक प्रयोजनीयताकेँ ध्यानमे राखि रचना कयलनि। हिनक साहित्यक व्यापक प्रभावक फलस्वरूप परवर्त्ती युवा पीढ़ीक साहित्य मनीषीपर पड़लनि आ हुनक प्रतिभाक प्रस्फुटन भेलनि। हुनक साहित्यक

विशाल परिधिकेँ ध्यानमे राखि क' जँ हुनका मैथिली साहित्यक चार्ल्स लैम्ब कहल जाय तँ कोनो अतिशयोक्ति नहि हैत। अंग्रेज समाजक जेहन चित्रण बनार्ड शॉक रचनामे उपलब्ध होइछ ओही प्रकारक मिथिलाञ्चलक सामाजिक जीवनक विशिष्ट सन्दर्भक एलबल थिक हिनक साहित्य-संसार।

जहिना सुस्वाद, चर्व्य, चोष्य, लेह्य, पेय भोजनकेँ प्राप्त भेलापर पेटूकेँ आनन्द होइछ तहिना हास्य-व्यंग्यमे अभिरुचि रखनिहार राष्ट्रीय एवं अन्तर्राष्ट्रीय युवा पीढ़ीक परवर्त्ती रचनाकारकेँ हास्य-व्यंग्यक ई एक नव मार्ग प्रशस्त कयलनि। हिनक साहित्य-संसारक लोकप्रियताक अनुमान तँ एहीसँ लगाओल जा सकैछ जे जहिना देवकीनन्दन खत्रीक उपन्यास चन्द्रकान्ता सन्तितकेँ पढ़बाक हेतु अनेक अहिन्दी भाषी जनमानस हिन्दी सिखलनि तहिना हरिमोहन झाक चित्ताकर्षक हास्य-व्यंग्य रचनाक रसास्वादनक हेतु बहुतो लोक मैथिली सिखलक। हिनक विभिन्न रचनादि समय-समयपर विभिन्न आधुनिक भाषाक प्रमुख साप्ताहिक, पाक्षिक एवं मासिक पत्रिकादिमे अनूदित भ' प्रकाशित भ' अमैथिली भाषीकेँ आनन्दित कयलक। वस्तुतः ई श्रेय आ प्रेय हिनके छनि, जनिक साहित्य सर्वाधिक भाषामे अनूदित एवं समादृत भेल जे हिनका राष्ट्रीय एवं अन्तर्राष्ट्रीय परिप्रेक्ष्यमे अत्याधुनिक परिवेशमे युवा रचनाकारकेँ साहित्य-सृजनक निमित्त उत्प्रेरित कयलक। विद्यापतिक पश्चात् मैथिली भाषा-साहित्यकेँ अन्तर्राष्ट्रीय पहचान देनिहार रचनाकारमे हिनक समस्त साहित्य अजर, अमर एवं अक्षुण्ण रहत से हमर विश्वास अछि।

* * *

# मैथिली आन्दोलनक सजग प्रहरी

विगत शताब्दीक प्रारम्भ भारतीय जनमानसक राष्ट्रीय आ सांस्कृतिक जनजागरणक प्रत्यूष बेला थिक। एही बेलामे समाज सुधार आ राजनीतिक आन्दोलनक देश-व्यापी चेतना सर्वत्र परिव्याप्त भेल। भारतीय संस्कृति आ सभ्यताक आत्म सुधारक लेल भारतीय जीवनगत दोषादि स्वीकृतिक प्रति मुखरित भेल। फलत: हिन्दू समाजक परिष्कार आ परिमार्जनक लेल बंग भूमिपर राजा राममोहन रायक उदय भेलनि। उत्तर भारतमे आर्य संस्कृतिक पुरुत्थानक निमित्त स्वामी दयानन्द आर्य समाज द्वारा हिन्दू जागरणक नव मन्त्र फूकलनि। ई वैह स्वर्णिम बेला थिक जे जनमानस अपन दोषादिकेँ सुधारि क' संसारक प्रगतिशील जातिक प्रतिद्वन्द्वितामे अग्रसर हैबाक दृढ़ संकल्प कयलक।

भारतीय राजनीतिक क्षितिजपर महात्मा गांधी सदृश प्रबल शक्तिक आविर्भाव भेलनि, जनिक नेतृत्त्वमे समस्त भारतवासी ब्रिटिश साम्राज्यवादक जड़ि उन्नमूलनार्थ कटिवद्ध भ' गेल। असहयोग आन्दोलनक ई राजनैतिक चेतनाक मूर्त्त रूप छल। विदेशी वस्तुक वहिव्कार, स्वदेशीक प्रचार, हिन्दु-मुस्लिम एकता, सत्यक आग्रह नेने देश भक्त लोकनिक अहिंसात्मक युद्ध, विभिन्न भंगिमाक बुनियादकेँ ल' कए ई पुनीत आन्दोलन सम्पूर्ण देशमे परिव्याप्त भ' गेल। ई मात्र राजनैतिक आन्दोलन नहि छल, प्रत्युत राष्ट्रक महान सांस्कृतिक आन्दोलन सेहो छल। महात्मा गांधीक राजनीति वस्तुत: सत्य, अहिंसा, पारस्परिक प्रेम, शान्तिक उज्ज्वल आदर्शसँ अनुप्राणित छल जे भारतीय संस्कृतिक सर्वोपरि निधि थिक।

समाज सुधार आ राजनीतिक ई आन्दोलन ने केवल विजातीय संस्कृति आ शासनक प्रतिरोध कयलक, प्रत्युत मातृभूमि, मातृभाषा एवं संस्कृतिकेँ सजग आ प्रवुद्ध बनौलक। ई आन्दोलन जतय मातृभूमि, मातृभाषा एवं संस्कृतिसँ देशवासीकेँ प्रेमक पाठ पढ़ौलक ओतहि समाज-सुधार आन्दोलनादिक माध्यमे एहि संस्कृतिक एक अत्यन्त भव्य आ उज्ज्वल रूप समक्ष आयल। वर्त्तमान समस्याक समाधान, भविष्यक सुखद नवनिर्माण तथा विदेशी संस्कृतिक प्रबल प्रवाहसँ अपन सभ्यताकेँ उबारबाक, मातृभूमि आ मातृभाषाक गौरवमय अतीतक आश्रय लेलक। एहि प्रकारेँ विदेशी शासनसँ आतंकित मातृभूमिक निष्प्राण धमनीमे पुरातन संस्कृतिक भव्य आदर्श, आचार आ निष्ठाक उष्ण रक्त प्रवाहित करबाक लेल युगक चेतना अत्यन्त तीव्र गतिएँ गतिशील भ' गेल।

साहित्यक माध्यमसँ युग-चेतनाक ई प्रवुद्ध स्वरूप विविध रूपमे व्यक्त होमय लागल। अपन सीमामे समटल ओहि समयक समस्त साहित्य वस्तुत: मातृभूमि, मातृभाषा एवं सांस्कृतिक जागरणक भाव भूमिपर स्थिर अछि। स्वदेश प्रेम, अतीतक प्रति गौरवगान, गांधीवादी विचार धाराक प्रति श्रद्धा सम्मान, राष्ट्रीय अखण्डताक समर्थन, जातीय संस्कृतिक नव-निर्माण, सामाजिक कुण्ठादिक निवारण विविध भाव सामग्री समकालीन साहित्य-सृजन आ पोषण कयलक। उपर्युक्त वातावरण परिप्रेक्ष्यमे तत्कालीन साहित्यमे उच्चादर्शवादिता, मातृभाषाक प्रति अगाध श्रद्धा तथा ओकर मान्यतार्थ अधिकार प्राप्त करबाक लेल आन्दोलनक शुभारम्भ भेल।

उपर्युक्त पृष्ठभूमिमे विगत शताब्दीक तृतीय दशकमे एक एहन अक्षर पुरुष प्रादुर्भूत भेलाह जनिक बहुआयामी व्याक्तित्त्व, मातृभाषाक उत्कर्षक लेल, अविरल नव-नव आयामक प्रेरणा स्त्रोत, अनुसंधान, आन्दोलन, इतिहास-लेखन द्वारा विश्व स्तरपर मैथिलीकेँ प्रतिष्ठित करब, मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षाक कार्यान्वयनक हेतु संघर्षरत आ कानूनी लड़ाइ लड़निहार, दिशाबोधक, आलोचक तथा हेड़ायल-भुतिआयल मातृभाषानुरागी विभूतिकेँ प्रकाशमे आनि, दिवारात्रि चिन्ताग्रस्त रहनिहार आन्दोलनकारी मातृभाषाक उत्थानार्थ महत्त्वपूर्ण भूमिकाक निर्वाह कयलनि ओ रहथि प्रोफेसर डॉक्टर जयकान्त मिश्र (1922-2009)। विगत सात दशक धरि अनवरत एक रस एक चित्त भ' मातृभाषाक निष्प्राण धमनीमे उष्ण रक्तक संचार क' कए अभिनव साहित्यिक वातावरणक निर्माणक क' कए ओकर पोषण कयलनि। मैथिली भाषा आ साहित्य जखन गहन अन्धकारमे टापर-टोइया द' रहल छल तखन ओ अपन अभिनव अनुसन्धान आ एक सजग आन्दोलनकारीक रूपमे एक नव आलोकक रश्मि विकीर्ण कयलनि। हिनक समकालीन परिदृश्य छल भारतक स्वतन्त्रताक महासंग्राम जाहिमे कतिपय महासपूत अपन प्राणक आहूति देलनि आ रक्तसँ तर्पण कयलनि।

भारतक स्वतन्त्रता संग्रामक इतिहासमे सन् उन्नैस सय वियालिसक अगस्त क्रान्ति, जाहि मे भारत छोड़ो क' आन्दोलनक शंखनादक अति महत्त्वपूर्ण स्थान अछि, एहि महाक्रान्ति मे बूढ़-बूढ़ानुस नेतासँ अधिक जुआन-जहानक रक्त विशेष गर्म छलैक आ अंग्रेजी शासनक विरूद्ध ओकरा सभक स्वर अधिक मुखर छलैक। मिथिलाञ्चलक कतिपय स्वतन्त्रता सेनानी एहि महासंग्राममे सहभागी बनि एकरा सफल बनयबामे सक्रिय सहभागिता देव प्रारम्भ कयलनि, जाहिमे मैथिलीक महान सपूतक संगहि अपन बहु विधादिक साहित्य सृजनिहार डा. वृजकिशोर वर्मा मणिपद्म (1918-1986) मनसा वाचा कर्मणा जेल यात्रा कयलनि, ब्रिटिश शासकक निर्मम कठोर यातना सहलनि, भूमिगत भेलाह आ फरारीमे जीवन व्यतीत कयलनि,

एहि दृष्टिएँ हिनक संस्मरण वियालसीक फरारीक सात दिन (1953) एवं फरारीक पाँच दिन (1961) प्रकाशित अछि, हुनकासँ भेट भेल छल (2004) जाहिमे स्वतन्त्रता आन्दोलनक क्रममे ओ जे डायरी लिखलनि तकर दारूण पीड़ादायक वर्णन कयलनि। एहिमे रचनाकारक सद्य: प्रस्फुटित भाव वा विचारकेँ अभिव्यक्ति देलनि वा अपन अनुभवक रेखाकंन कयलनि जे अत्यन्त मार्मिक अछि।

प्रोफेसर जयकान्त मिश्रक जीवन-धाराक दू रूप हमरा समक्ष अबैछ ओ थिक साहित्य आ आन्दोलन। दूनू क्षेत्र हिनक अत्यंत विस्तृत आ व्यापक अछि जकरा माध्यमे निष्प्राण मैथिली साहित्यमे नव स्पन्दन भरनिहार ई प्रथम सरस्वती पुत्र प्रादुर्भूत भेलाह जे मातृभाषाकेँ जीवन दान देलनि। ओ ने तँ स्वतन्त्रता संग्रामक महासमरमे सहभागी भेलाह आ ने तँ कोनो राजनीतिक दलसँ सम्वद्ध भेलाह, अपन मातृभाषाक उन्नयनार्थ सतत आन्दोलनोन्मुख रहला, दिशा निर्देश कयलनि, अपन उचित माँगक प्रति सचेष्ट रहला, संघर्षरत रहला आचार, व्यवहार वेष-भूषामे पूर्णत: मैथिल संस्कृतिक प्रतीक रहला जे वर्त्तमान परिदृश्यमे अनुकरणीय थिक। हुनक समस्त जीवन-दर्शन, समस्त विचार-प्रवाह, युग चेतनाक व्यापक सन्निवेश हुनक वाणीक परिधान पहिन क' मिथिलाक सांस्कृतिक परम्परा आ मैथिली साहित्यक भूमिपर दृढ़तासँ प्रतिष्ठित अछि। हुनक जीवनक सार्थकता अर्थोपार्जनमे नहि छलनि, ख्यातिमे नहि छलनि, अधिकारक विस्तारमे नहि छलनि, लोकक मुखसँ साधुवादमे नहि छलनि, भोगमे नहि छलनि, हुनक जीवनक सार्थकता मात्र जीवनकेँ गम्भीर रूपमे उपलब्ध करबामे, मातृभाषाक महत्त्व बुझबाक चेष्टा करबाक आनन्दमे छलनि। पैघ व्यक्तिक जीवन जीबाक एक ट्रेड सीक्रेट होइत छैक, से हिनका स्वत: प्राप्त छलनि। हुनक जीवनक मूल उद्देश्य छलनि **To know how to live in any trade**. नामी-गिरामी व्यक्तिक साहित्य संसार बहुत दूर धरि एक प्रतिभाशाली परिवार सदृश रहैछ जाहिमे ओ जीवनयापन कयलनि।

**आन्दोलन-स्फुरण :**

अनुसन्धानोत्तर एक नव प्रवृत्तिक जागरण हुनक मस्तिष्कमे भेलनि जे मैथिलीक गौरव-गरिमाकेँ वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे जागृत करबाक निमित्त ओ रचनात्मक आ आन्दोलनात्मक मार्गक अनुसरन कयलनि। एहि लेल ओ अर्कमण्य, निष्क्रिय, सुसुप्त, धार्मिक कट्टरता, रूढ़िग्रस्ता, जीवनक अन्ध कूपमे डूबल मिथिलाञ्चल एवं प्रवासी मैथिल समाजमे नव जीवनक संचार करबाक हेतु जनजागरणक अभियानक सूत्रपात कयलनि जे मिथिलाक सामाजिक, सांस्कृतिक एवं साहित्यिक जीवनमे नवचेतना अनबाक हेतु ओ रचनात्मक आ आन्देलनात्मक रुख अख्तियार कयलनि जकर व्यापक प्रभाव मैथिली भाषीपर अत्यन्त व्यापक रूपेँ पड़ल।

केन्द्र एवं विहार सरकारक उदासीनतासँ भाषाकेँ सर्वथा उपेक्षित देखि हुनका हृदयमे असीम पीड़ा आ आक्रोश होइत छलनि। ओ कविवर सीताराम झा (1891-1975)क निम्नस्थ पंक्ति अतिशय प्रभावित भ' आन्दोलनोन्मुख भेलाह :

*अछि सलाइमे आगि बरत की बिना रगड़ने।*
*पायब निज अधिकार कतहु की बिना झगड़ने।*

कविवरक उक्त पंक्तिक व्यापक प्रभाव हुनकापर पड़लनि जाहिसँ अभिभूत भ' ओ जन जागरणक अभियान चलौलनि जे जनमानस अपन मातृभाषाक महत्त्वकेँ जानय, बुझय आ अपन समुचित अधिकार प्राप्त करबाक दिशामे आन्दोलनोन्मुख हो, हुनका मान्यता छलनि जे मिथिलाञ्चल वासीमे भाषा चेतनाक सर्वथा अभाव छैक। भाषा चेतनाक अर्थ थिक मातृभाषा प्रति प्रेम, दायित्व बोध, कर्त्तव्य बोध, गौरव बोध आदि समस्त विषय चेतना शब्दमे सन्निहित अछि। भाषाक उन्नति आ विकास ओहि भाषीक चेतनापर निर्भर करैछ, किन्तु अकर्मण्य मैथिली भाषी जनमानसमे अपन भाषा आ साहित्यक सर्वांगीन विकासक आकांक्षाक अभाव देखि ओ सर्वप्रथम भाषा चेतना जगयबाक उपक्रम कयलनि जे हम मैथिल छी, हमर मातृभाषा मैथिली थिक आ हम मिथिलावासी छी। एहि भावनासँ उत्प्रेरित भ' मिथिलाञ्चलक जन-जनसँ अनुरोध कयलनि जे जाति-भेद, वर्ग-भेद, छिद्रान्वेषणक प्रवृत्तिक परित्याग क' एक जुट भ' सम्मिलित रूपसँ मातृभाषाक विकास कार्यक प्रति समवद्ध भ' आन्दोलन करी, कारण कोनो भाषा भाषीकेँ विनु संघर्ष कयने कोनो उपलब्धि नहि भेलैक जे ऐतिहासिक दस्तावेजक रूपमे ओकर भाषा साहित्यमे नुकायल अछि।

मैथिली आन्दोलनक दधीचि बाबू भोलालाल दास (1894-1977)क कथन छलनि जे चुपचाप बैसने व्यक्ति वा संस्था वा भाषाकेँ न्यायोचित अधिकार नहि प्राप्त भ' सकैछ, अतएव मिथिलाञ्चलक सर्वांगीन विकास ओकर भाषा आ साहित्यक मान्यातार्थ समग्र मिथिलावासीकेँ एक सूत्रमे बान्हि, एकता प्रदर्शित क' भयंकर सिंहनाद करबाक प्रयोजन अछि आ अपन समुचित आधिकार प्राप्ति करबाक लेल अतुलित संघर्ष करबाक आह्वान ओ जीवन पर्यन्त कयलनि। हुनक प्रसिद्ध पंक्ति थिक :

*अन्यायी सत्ता छी प्रलय गगन समार अतिविषम।*
*हमरहि लघु हुँकारसँ महाप्रलय होइछ नियम॥*

हिनक नेतृत्वमे जाहि आन्दोलनक शुभारम्भ भेल तकर प्रभाव मातृभाषानुरागी साहित्य सृजनिहार लोकनिपर सेहो पर्याप्त मात्रामे पड़लनि तथा एहि निमित्त काव्यक माध्यमे जन–जनमे अपन सांस्कृतिक अस्मिताक रक्षार्थ आन्दोलनोन्मुख

भेलाह। आन्दोलनमे तखने बल आओत जखन हम अपन संस्कृतिक शंखनाद करब आ जन–जनमे भाषिक चेतनाक हुँकार भरब। एहि भावनासँ उत्प्रेरित भ' महाकवि आरसी प्रसाद सिंह (1911–1996)क सुप्रसिद्ध कविता बाजि गेल रण डंक एक उद्बोधनात्मक गीत रूपमे मैथिली प्रेमीक जिह्वापर झंकृत होमय लागल :

*बाजि गेल रण डंक, ललकारि रहल अछि।*
*गरजि-गरजि कय, जन-जनकेँ परचारि रहल अछि।*
*आबहु की रहती मैथिली बनलि वन्दनी ?*
*तरुक छाँहमे बनि उदासिनी जनक नन्दनी ?*

*(माटिक दीप)*

उपर्युक्त परिप्रेक्ष्यमे ओ जनमानसकेँ उत्प्रेरित करबाक उद्देश्यसँ मातृभाषाक समुचित विकासार्थ जन आन्दोलनक सूत्रपात कयलनि। अखिल भारतीय भाषा सर्वेक्षणमे मैथिली भाषीक संस्था शनै:-शनै: विलीन होइत देखि कयलनि जे जनगणनाक अवसरपर मुखातिब भ' अपन मातृभाषा मैथिली लिखावथि। ओ जतय कतहु सभा सोसायटीक मिटींगमे सहभागी होथि ततय सेहो समय बहार क' मैथिली आन्दोलनक अद्यतन स्थितिकेँ उजगार करबाक अवसर निकालि लैत रहथि। हुनका एहि बातक कचोट छलनि जे स्कूल आ कॉलेजमे जतय मैथिलीक पठन-पाठनक सुविधा छैक ततय अभिभावक लोकनि अपन मातृभाषाकेँ उपेक्षाक दृष्टिसँ किएक देखैत छथि आ छात्रकेँ प्रोत्साहित नहि करैत छथि। पुस्तक एवं पत्रिका प्रकाशित होइत अछि, किन्तु ओकर क्रेताक अभाव अछि। मैथिली आन्दोलनक प्रति जनमासक उदासीनताकेँ दूर करबाक निमित्त आन्दोलन करबाक आवश्यकताक ओ अनुभव कयलनि। मातृभाषाक जागरणक सबसँ प्रबल आ सबसँ समर्थ स्वर मिथिलाक जनमानसकेँ झंकृत क' देलक। विगत सात दशकसँ मातृभाषा प्रेमी जनमानसकेँ अधिक प्रवुद्ध आ उर्जस्वित स्वरूप देबाक लेल ओ एक महान तपस्वीक समान अखण्ड साधनामे रत रहला। वर्त्तमान युग धर्मक अनुरूप हुनक साधना अत्यन्त विराट आ भव्य अछि।

**आन्दोलन–नेओ :**

मातृभाषा मैथिलीक समुचित मान्यताक अभाव हिनका हृदयमे सतत खटकैत रहलनि, जाहिसँ उत्प्रेरित भ' ओ आन्दोलनोन्मुख भेलाह। कारण पुरातन कालहिसँ इलाहाबाद विश्वविद्यालय प्राच्य एवं प्रतीच्य उच्च शिक्षाक हृदय स्थल रहल अछि जतय साहित्यिक एवं सांस्कृतिक क्षेत्रक लब्ध प्रतिष्ठ मातृभाषानुरागी साहित्य चिन्तक लोकनिक निवास रहलनि लकर दू कारण अछि। प्रथमत: धर्मावलम्बी

मैथिल समाज गंगा-यमुना आ विलुप्त सरस्वती नदीक संगम स्थल थिक आ विद्याव्रती लोकनिक जमाबड़ा रहल अछि। स्वाधीनतासँ पूर्व मातृभाषानुरागी जयकान्त मिश्र एकर विकासार्थ दू संस्थाक स्थापना कयलनि तीरभुक्ति पब्लिकेशन्स आ अखिल भारतीय मैथिली सहित्य समितिक माध्यमे मैथिल आन्दोलनक नेओ सन् 1944 ई.मे रखलनि। हुनक उत्कट अभिलाषा छलनि जे सोफिया वाडिया द्वारा संस्थापित अन्तर्राष्ट्रीय, साहित्यिक एवं सांस्कृतिक संस्था पी. ई. एन. *(Poets, Essayist and Novelist)* द्वारा मैथिलीकेँ मान्यता प्राप्त हो। उक्त संस्थाक ई सक्रिय सदस्य भ' भारतीय भाषा एवं विदेशी साहित्यानुरागी लोकनिक ध्यान मैथिली भाषा आ साहित्यक पुरातन एवं अधुनातन उत्कर्षसँ अवगत करयबाक निमित्त आन्दोलनोन्मुख भ' एकर पुनराख्यान क' उक्त संस्था द्वारा मैथिलीकेँ मान्यता दिऔलनि जकर विस्तृत विवरण ओकर कार्य विवरिणीमे प्रकाशित अछि।

बिहारक तत्कालीन राज्यपाल डा. रंगनाथ रामचन्द्र दिवाकर ऑल इण्डिया रेडियोपर एक भाषण देलनि जाहिमे ओ हृदयसँ अपन उद्गार व्यक्त करैत उद्घोषणा कयने रहथि जे मैथिली ज्ञान ग्रन्थस्थ प्राचीनतम भाषा थिक जे हिनका आन्दोलनोन्मुख करबामे अति महत्त्वपूर्ण भूमिकाक निर्वाह कयलक। ई घटना सन् 1956 ई. क थिक।

उक्त भाषणक एक ऐतिहासिक परिदृश्य अछि जे मैथिली अन्दोलनक सक्रियतामे हिनका दिशा निर्देश कयलक। हिनक कर्मभूमि सेहो इलाहाबाद विश्वविद्यालयमे रहलनि जतय गणतन्त्र भारतक प्रथम प्रधानमंत्री पण्डित जवाहरलाल नेहरूक जन्मभूमि छनि। ओ अवकाश भेटलापर निश्चित रूपेँ ओतय अबैत-जाइत रहथि। अखिल भारतीय मैथिली साहित्य समितिक अध्यक्ष आ विश्वविद्यालयमे अङरेजी विभाग व्याख्याताक रूपमे ओ प्रधानमंत्रीसँ सन् 1960 ई. मे आनन्द भवनमे दर्शनार्थीक रूपमे मैथिलीक दू पुस्तक वैद्यनाथ मिश्र यात्री (1911-1998)क काव्य-संग्रह चित्रा आ गल्पाञ्जलि कथा-संग्रह हुनका उपहार देलथिन, संगहि अनुरोध कयलथिन जे मैथिली भाषा आ साहित्यक गौरवशाली साहित्यिक परम्परा तेरहम शताब्दीसँ उपलब्ध अछि, किन्तु सरकारी मान्यताक अभावमे ई सर्वथा उपेक्षित अछि। पण्डित नेहरू ध्यानपूर्वक आ स्नेहपूर्वक हुनक बात सुनलथिन आ कहलिथन, *Institutional reorganization is not soul management of the richness of a language. We enjoy with sound literature?*

**प्रदर्शनी-प्रेरणा :**

ओतहि हुनका भेटलथिन इलाहाबाद हाईकोर्टक चीफ जस्टीस न्यायमूर्ति बी.

मल्लिक। ओ हुनका कहलथिन, एहि रूपेँ अहाँक मातृभाषाकेँ मान्यता नहि भेटि सकैछ। ओ सलाह देलथिन, एहि लेल आन्दोलनक तरीका अपनाबय पड़त, तखनहि अहाँक मातृभाषाकेँ मान्यता भेटि सकैछ। आन्दोलनक तरीका थिक जे अपन मातृभाषाक समृद्धशाली, गौरवशाली आ वैभवशाली परम्परासँ जनमानसक संगहि-संग साहित्य चिन्तक लोकनिक ध्यानाकर्षित करबाक उपक्रम करू।

न्यायमूर्त्ति जस्टीस मल्लिकक सत्प्रेरणा आ यथार्थ विचारसँ उत्प्रेरित भ' कए ओ इलाहाबादमे सर गंगानाथ झा संस्कृत रिसर्च इन्सच्युटमे 15 दिसम्बर 1961 ई. मे मैथिली पुस्तकक प्रदर्शनीक प्रथम आयोजन कयलनि तथा ओकर उद्घाटन करबाक लेल जस्टीस मल्लिकसँ अनुरोध कयलथिन। ता धरि जस्टीस मल्लिक भारत सरकारक कमीशन फॉर माइनोरीटी लैंग्वेजजक चेयरमैन पदपर सुशोभित भ' गेल रहथि। ई सुखद संयोग थिक जे उक्त पुस्तक प्रदर्शनीक उद्घाटन करबाक दायित्त्व जस्टीस मल्लिक स्वीकार कयलथिन, जाहिमे ओहिठामक प्रबुद्ध साहित्य चिन्तक लोकनि भाषा आ साहित्यक प्राचीनतम गौरवशाली परम्परासँ अवगत भेलाह जे हुनकापर अमिट छाप छौड़लक। उक्त अवसरपर यशस्वी कवि वैद्यनाथ मिश्र यात्री मैथिलीमे काव्य-पाठ कयने रहथि।

इलाहाबाद पुस्तक प्रदर्शनीसँ अनुप्राणित आ अनुप्रेरित भ' कए ओ सोचलनि जे एहन प्रदर्शनीक आयोजन गणतन्त्र भारतक राजधानी दिल्लीमे कयल जाय तँ निश्चित रूपेँ मैथिली भाषा आ साहित्यकेँ मान्यता भेटबामे कोनो बाधा नहि आबि सकैछ। हुनकापर आन्दोलनक भूत एहन सवार भ' गेल छलनि। एकर आयोजनार्थ ओ अपन प्रोभिडेण्ड फण्डसँ लोन ल' कए 8 आ 9 जनवरी 1963 ई. मे दिल्लीक आजाद भवनमे ऐतिहासिक राष्ट्रीय पुस्तक प्रदर्शनीक आयोजन कयलनि जाहिमे मिथिलाञ्चल एवं प्रवासस्थ मैथिली प्रेमी लोकनिसँ चन्दा एकत्रित कयल गेल आ भालण्टीयर सहभागी भेल रहथि। प्रदर्शनीक सजावट हृदयाकर्षक छल। बहुतायादमे मैथिली पुस्तकादि पाण्डुलिपि एकत्रित कयल गेल छल जाहिमे मिथिला संस्कृत रिसर्च इन्स्टीच्युट दरभंगा आ पटना विश्वविद्यालय विशेष उल्लेखनीय भूमिकाक निर्वाह कयलक। सांसद रूपमे ललितनारायण मिश्र (1922-1975) एवं यमुना प्रसाद मण्डल सहभागी भेल रहिथ। भारत सरकारक संसदीय आ ऑल इण्डिया व्राडकास्टिंगक मंत्री बाबू सत्यनारायण सिंहक अपरिमित सहयोगसँ प्रधानमंत्री पण्डित जवाहरलाल नेहरू उक्त प्रदर्शनीक उद्घाटन कयलनि। यद्यपि ओ पन्द्रह मिनट विलम्बसँ पहुँचल रहथि, किन्तु पुस्तक एवं पाण्डुलिपिक अम्बार देखि ओ हतप्रद भ' गेल रहथि, अपन उद्घाटन भाषणमे ओ जे बजलथिन ओ कल्पनाक विपरीते अनुभव भेलनि आयोजक जयकान्त मिश्रकेँ। भीजिटिंग रजिस्टरमे ओ टिप्पणी कयलथिन, *I was happy to inaugurate Maithili Book Exhibition and to*

*see the large collection of books and Manuscripts in Maithili. This demonstrated that Maithili has been for long time and is to day a living among the people of that area. The lagnage deserves encouragement*. एहि प्रदर्शनीकेँ सफल बनयबाक लेल हास्य-व्यंग्य सम्राट प्रोफेसर हरिमोहन झा (1908-1984), मायानन्द मिश्र (1934), रामस्वरूप नटुआक अतिरिक्त अनेको गण्यमान्य राजनैतिक, मैथिली साहित्य प्रेमी उनटि क' प्रदर्शनीकेँ सफल बनयबाक हेतु उपस्थित भेल रहथि। प्रदर्शनीक शानदार सजावट मिथिलाञ्चल पेंटिंगक कारणेँ समग्र कार्यक्रमक झाँकी सिनेमा हॉलमे प्रदर्शित भेल जे मैथिलीक हेतु एक ऐतिहासिक घटना थिक। उक्त प्रदर्शनीक सफलता एहि बातक सबल प्रमाण थिक जे ओ एक सफल आयोजक रहथि तथा मैथिली आन्दोलनकेँ एक डेग आगू बढ़ौलनि।

**साहित्य अकादेमी-सामान्यपरिषद**

मैथिली पुस्तक प्रदर्शनी मैथिली आन्दोलनकेँ तीव्र करबा प्रयासक शुभारम्भ हिनक कुशल नेतृत्त्व मे आगाँ ससरल। एही अवधिमे एक ऐतिहासिक घटना भेल। हिनक पिताश्री महामहोपाध्याय डॉक्टर उमेश मिश्र (1895-1967)क नियुक्ति सर कामेश्वर सिंह संस्कृत विश्वविद्यालय दरभंगाक कुलपतिक रूपमे भेलनि। ई सुखद संयोग छल जे हुनक कार्यकालमे साहित्य अकादेमीक सामान्य परिषदक विश्वविद्यालयक प्रतिनिधित्त्व करबाक हेतु एक प्रतिनिधिक नाम अनुशंसित करबाक सूचना भेटलनि। मातृभाषनुरागी कुलपतिक अतीव इच्छा छलनि जे एहन व्यक्तिक नाम अनुशंसित कयल जाय जे मैथिलीक मान्यतार्थ एहि भाषा आ साहित्यक पुरातन परम्पराक उपस्थापन सबल तर्क द्वारा प्रस्तुत क' कए ओकर अध्यक्ष पण्डित जवाहरलाल नेहरूकेँ कन्भीन्स क' सकथि अंग्रेजीमे। कुलपति कार्यालय तीन बेर प्रोफेसर जयकान्त मिश्रक नाम प्रस्तावित क' हुनक अनुमोदनार्थ प्रस्तुत कयलक, किन्तु कुलपति बारम्बार बिनु कोनो टिप्पणी कयने फाइल वापस क' देथि। हुनका एहि बातक आशंका छलनि जे जनमानस ई आरोप लगाओत जे अपन पुत्रक नाम अनुशंसित कयलनि। सामाजिक दवाब एवं मैथिली आन्दोलनक सजग प्रहरी जयकांत मिश्रक नाम अनुशंसित कयलथिन आ ओ सामान्य परिषद्क सदस्य मनोनीत भ' गेलाह। ओ अपन मातृभाषा मैथिलीक मान्यतार्थ साहित्य अकादेमीक सामान्य परिषदमे आन्दोलन प्रारम्भ कयलनि।

**मैथिलीक मान्यता :**

मैथिलीक मान्यता साहित्य अकादेमी अबिलम्ब दिय, ताहि हेतु ओ फाँड़बान्हि

क' आन्दोलनक शुभारम्भ कयलनि तनिक बलिदानक इतिहास जनमानससँ नुकायल नहि अछि। सामान्य परिषदक सम्माननीय सदस्य लोकनिक मैथिलीक गौरव गरिमाक ध्यानाकर्षित करबाक आ एकर महत्त्व निरूपित करबाक निमित्त अङरेजीमे दू बुकलेट ओ लिखलनि *A Case for Maithili* आ *What they say about Maithili* तकरा सदस्य लोकनिक बीच वितरित करब प्रारम्भ कयलनि। यद्यपि दिल्लीमे आयोजित पुस्तक प्रदर्शनीमे पण्डित नेहरू एहि बातक संकेत देने रहथि जे एहि पुरातन भाषाकेँ मान्यता भेटबाक चाही, किन्तु मैथिलीक दुर्भाग्य रहल जे अकस्मात हुनक निधन भ' गेलनि। हुनक मृत्यूपरान्त मैथिलीक परम हितौषी प्रख्यात भाषाशास्त्री प्रोफेसर सुनीति कुमार चट्टोपाध्याय (1890-1977) अकादेमीक अध्यक्ष बनलाह जे एकर गौरव-गरिमा आ पुरातनतासँ नीक जकाँ परिचित रहथि। प्रोफेसर चट्टोपाध्यायक अध्यक्ष बनितहि ई अत्यधिक आशान्वित्त भ' गेलाह जे मैथिलीक मान्यता भेटबामे मात्र वैधानिक प्रक्रिया शेष रहि गेल अछि। अकादेमी एहि लेल एक समिति गठित कयलक जकर सदस्य रहथि भाषाविद् प्रोफेसर डॉ. सुकुमार सेन (1900-1992) प्रोफेसर डॉ. हजारी प्रसाद द्विवेदी (1907-1979) आ डॉ. सुभद्र झा (1909-2000)। ई बैसक दिल्लीमे आहूत भेल एकर मान्यतार्थ। समितिक अनुशंसापर साहित्य अकादेमी सन् 1965 ई. मे मैथिली भाषा आ साहित्यकेँ आधुनिक भारतीय भाषाक रूपमे मान्यता प्रदान कयलक। एहि दिशामे प्रोफेसर जयकान्त मिश्रक आन्दोलनात्मक स्वरूप ऐतिहासिक घटनाक रूपमे सतत चिरस्मरणीय रहत मैथिली आन्दोलनक इतिहासमे।

**लिपि-संरक्षण :**

अन्य स्वतंत्र साहित्यिक आधुनिक भारतीय भाषादिक समान मैथिली भाषाकेँ अपन प्राचीन स्वतन्त्र लिपि छैक जकरा तिरहुता वा मिथिलाक्षर वा मैथिलाक्षर वा मैथिलीलिपि कहल जाइछ। तिरहुता नामसँ ज्ञात होइछ जे ई लिपि तिरहुत देशक थिक। जहिना भाषा आ सभ्यता एवं संस्कृति परस्पर अन्योन्याश्रित अछि तहिना लिपि आ भाषाक सम्बन्ध छैक। अपन लिपिसँ जहिना-जहिना सम्बन्ध विच्छेद होइत जायत तहिना-तहिना भाषाक प्रति ताहि अनुपातमे आकर्षण कम होइत जायत तकर प्रकृष्ट उदाहरण थिक मैथिली। एहि लिपिक जाननिहारक संख्या दिनानुदिन नगण्ण होइत देखि जयकान्त मिश्रकेँ मर्मान्तक पीड़ा होइत छलनि। एहि समस्यापर ओ गम्भीरता पूर्वक विचार कयलनि आ एकर संरक्षणार्थ आन्दोलन चलौलनि। साहित्य अकादेमीमे मैथिलीक स्वीकृति प्रश्नपर बारम्बार ई समस्या उत्पन्न भेल छल, की एकरा अपन स्वतन्त्र लिपि छैक वा नहि? ओ एहि समस्याक समाधानमे तर्क देलथिन जे एकरा अपन स्वतन्त्र लिपि छैक जकर इतिहास अति प्राचीन छैक।

हुनक मान्यता छलनि जे मैथिलीक स्वतन्त्र लिपिक अस्तित्त्व स्थापित करबामे जे कठिनता लिपिक कारणेँ भेलनि आ वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे भ' रहल से नहि होइत जँ हमरा लोकनि एकरा संरक्षित रखने रहितहुँ तँ ई प्रश्न कथमपि नहि उठैत।

वार्त्तालापक क्रममे ओ हमरा एक बेर कहने रहथि जे पुरातन कालमे समग्र मिथिलाञ्चलमे तिरहुता लिपिक संगहि कैथी लिपिक प्रचलन छलैक। दरभंगा राजक कार्य-कलापमे सेहो तिरहुता लिपिक प्रयोग होइत छलैक, किन्तु ओकरा वहिष्कृत क' कए हिन्दी बहुल देवनागरी लिपिकेँ लादि देल गेलैक जकर भयंकर दुष्परिणाम भेलैक जे शनैः–शनैः जनमानससँ ई विलुप्त होइत चल गेल। एकरे फलस्वरूप मैथिली सदृश प्राचीनतम भाषाकेँ वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे हिन्दीक अंगक रूपमे उद्घोषणा कयलनि जेना वृजभाषा आ अवधीक प्रसंगमे कहल जाइछ। जँ तिरहुता लिपि प्रचलित रहैत आ एकर साहित्य सृजन एही लिपि मे होइत तँ एहन विवादक उद्भावना कथमपि नहि उपस्थित होइत। संस्कृतक हेतु वैकल्पिक रूपमे समस्त भारतमे देवनागरी लिपि व्यवहृत होमय लागल तकर प्रभाव मिथिलाञ्चलपर पड़ल आ मैथिली साहित्यक निर्माता लोकनि तिरहुताक स्थानपर देवनागरी लिपिक प्रयोग करय लगलाह जे मैथिलीक लेल कालदिवसक इतिहास प्रारम्भ भेल।

यद्यपि एहि लिपिक संरक्षणार्थ कतिपय आन्दोलन अवश्य कयल गेल, किन्तु कोनो प्रयास सफल नहि भ' सफल। दरभंगासँ तिरहुता लिपिमे समाचार पत्र बहार करबाक प्रयास कयल गेलेक, मुदा ओहो विफल रहल। मैथिली भाषी जनमानस तिरहुता आ कैथी लिपिमे पढ़ैत-लिखैत छल आ एहिसँ अतिरिक्त कोनो लिपिक प्रयोगक ज्ञान लोक नहि छलैक। यद्यपि एकरा पुनर्जीवित करबाक नेआर-भास पुस्तक भण्डारसँ जीवनाथ राय (1891-1969) बाङला लिपिक आधारपर टाइप अवश्य बनाओल गेल आ ओ *मैथिली प्रथम पुस्तक* क रचना कयलनि, परन्तु ओहो प्रयास सफल नहि भ' पौलक।

जखन मैथिली कोश प्रकाशित करबाक प्रश्न उपस्थित भेलनि तखन ओ विशुद्ध तिरहुता लिपिक टाइप बनबयबाक अथक आन्दोलन कयलनि, कारण हुनक बलबती आकांक्षा छलनि जे तिरहुता लिपिमे कोश प्रकाशित हो। एहि भावनासँ उत्प्रेरित भ' *तिरहुता ककहारा* (1967) नामक एक बुकलेट छपौलनि। दैव दुर्योग एहन भेल जे हुनक ई आन्दोलन सफल नहि भ' पौलनि। हुनक तर्क छलनि जँ हमरा लोकनि एकरा अपनौने रहितहुँ तँ मैथिलीक अस्तित्व, प्राचीन एवं मध्ययुगीन कालजयी साहित्यक रिसर्च अधिक सुकर होइत। वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे एकर पुनरूत्थान करबाक हेतु ओ आन्दोलनोन्मुख रहथि कारण रिसर्च आ सांस्कृतिक कार्यादिमे अलंकरणक रूपमे विशेष उपादेय होयत।

हम व्यक्तिगत रूपेँ जनैत छी जे कतेक बेर विश्वविद्यालय अनुदाय आयोगक

मीटिंगमे किछु गोटे तिरहुता लिपिकेँ वहिष्कृत करबाक सुनियोजित योजना वद्ध भ' आयल रहथि कारण ओ सभ तिरहुता लिपिसँ सर्वथा अनभिज्ञ रहथि। हम उक्त मीटिंगमे सहभागी छलहुँ। ओ अडिग रहला जे एकर पुरातन अस्तित्वकेँ संरक्षित राखब नितान्त प्रयोजनीय थिक। प्रत्येक मैथिली प्रेमी जनमानसक संगहि-संग विशेषत: मैथिली पढ़निहार छात्र आ मैथिली पढ़ौनिहार शिक्षक समुदायकेँ सतत ओ उत्प्रेरित करैत रहथि तिरहुता लिपि सिखबाक। अधिकांश मातृभाषानुरागीकेँ ओ उक्त लिपिमे पत्र लिखथि जनिका एकर ज्ञान छनि। एहन कतिपय पत्र हमरो लग अछि।

**प्राथमिक शिक्षा-मातृभाषा :**

प्राथमिक शिक्षा आ मातृभाषा दुनूक परस्पराश्रित अछि। शिक्षा मानव जीवनक मेरुदण्ड थिक। शिक्षाक उद्देश्य थिक ज्ञानार्जन। ज्ञानार्जनक हेतु भाषा माध्यम थिक। अतएव कोनो भाषाक सफलता एहि बातपर अवलम्वित अछि जे कोन सीमा धरि ज्ञानार्जन आ अर्जित ज्ञानक अभिव्यक्तिमे सहायक होइछ, जकरा द्वारा व्यक्तित्वक निर्माण होइछ आ आन्तरिक गुणक शक्तिक विकास तथा ओ एक उत्तरदायी नागरिक रूपमे जनमानसक समक्ष प्रस्तुत होइछ। मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षा एक सिक्काक दू पहलू थिक। अतएव प्रारम्भिकावस्थामे जीवनमे मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षा दुनूक प्राथमिकता अपेक्षित अछि। एहि प्रसंगे भारतेन्दु बाबू हरिश्चन्द्र (1950-1885)क कथन छनि :

*निज भाषा उन्नति अहै, सब उन्नति की मूल।*
*विनु निज भाषा ज्ञान कैं, मिटय न हृदयक सूल।*

मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षाक नहि व्यवस्था रहलाक कारणेँ हुनका हृदयमे अपार पीड़ा छलनि। एहि लेल ओ पृथकसँ जन आन्दोलन चलयबाक अभियान अवश्य चलौलनि, किन्तु बिहार सरकारक उदासीनताक कारणेँ हुनक ई स्वप्न साकार नहि भ' पौलनि। हमरा जनैत मिथिलावासी अपन मातृभाषाक महत्त्व नहि बुझबाक ई दुखद परिणाम थिक। जँ जनमानस अपन बाल-गोपालकेँ मातृभाषाक महत्त्वसँ वस्तुत: अवगत करबितथि तँ एहन स्वस्थ वातावरणक निर्माण होइत जे सरकारकेँ बाध्य भ' कए प्राथमिक शिक्षा मातृभाषाक माध्यमे लागू करय पड़ितैक।

जखन डॉ. जगन्नाथ मिश्र बिहारक मुख्यमंत्रीक पदपर सिंहासनारुढ़ भेलाह तखन जयकान्त मिश्र अत्यधिक आशान्वित भेला जे मातृभाषानुरागी मुख्यमंत्री मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षाक उद्घोषणा अवश्य करता। किन्तु ओकर कोनो फलाफल नहि बहरायल। हुनक अवधारणा छलनि जे जँ प्राथमिक शिक्षा मातृभाषा

मैथिलीक माध्यमे होइत तँ मिथिलाञ्चलक अधिकांश समस्याक समाधान स्वत: भ' जाइत। मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षा नहि भेटबाक कारणेँ नेना-भुटकाकेँ शिक्षाक प्रति अरुचि भ' जाइछ, जकर परिणाम होइछ जे विद्यालयसँ ओकर पलायन भ' जाइछ। इएह प्रमुख कारण थिक जे प्राथमिक स्तरपर मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षाक कार्यान्वयन हेतु ओ जीवन पर्यन्त आन्दोलनक संघर्ष करैत रहला। मिथिलाञ्चलमे मातृभाषा मैथिलीकेँ प्राथमिक स्तरपर शिक्षा नीति लागू करयबाक हेतु ओ पदयात्रा, बैसार, प्रचार अभियान तँ करबे कयलनि, एतेक धरि जे ओ कानूनी लड़ाइ लड़बामे पाछू नहि रहला।

एहि प्रसंगमे हुनक कथन छलनि जे आन-आन देश उन्नतिक शिखरपर पहुँचल अछि तकर प्रमुख कारण थिक जे ओ अपन मातृभाषाक महत्त्वसँ पूर्ण अवगत अछि। रुस, जापान, इंग्लैण्ड, अमेरिका आदि देशमे प्राथमिक शिक्षा ओकर मातृभाषाक माध्यमे देल जाइछ जे प्रगतिक पथपर दिनानुदिन अग्रसर भेल जा रहल अछि। ओ एहि विषयसँ मर्माहत रहथि जे मिथिलाञ्चलमे जनजागरणक अभावक कारणेँ अभिभावक वर्ग अपन मातृभाषाक श्री वृद्धि हेतु प्राथमिक शिक्षा लागू करयबाक दिशामे प्रयत्नशील नहि छथि। मैथिली शिक्षक मैथिली पढ़यबाक हेतु सचेष्ट नहि छथि। यावत् मैथिल समाज एहि प्रश्नक यशोचित उत्तर नहि देत, तावत मैथिलीकेँ आगाँ बढ़बाक कोनो आन्दोलन सफल नहि भ' सकैछ।

सन् 1969 ई. मे मिथिला मण्डल मुम्बईक तत्त्वावधानमे आयोजित अखिल भारतीय मैथिली सम्मेलनमे विचारणीय विन्दु छल मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षा। उक्त सम्मेलनमे विश्वविद्यालयक प्रतिनिधि रूपमे हम सम्मिलित भेल छलहुँ। ओतय मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षाक कार्यान्वयनार्थ एक समिति गठित भेलैक जकर सदस्य हम सेहो छलहुँ आ प्रोफेसर जयकान्त मिश्र ओकर अध्यक्ष रहथि। निर्णय निम्नस्थ अछि।

1. शैशवावस्थामे मातृभाषाक माध्यमे शिक्षाक व्यवस्था रहलापर ओकर ज्ञान आ मस्तिष्क विकास सहज, सुगम आ सुव्यवस्थित होइछ। विषय वस्तुक ज्ञान आरम्भिक संस्कार स्थायी होइछ। ओ सुगमता पूर्वक सब वस्तु ग्रहण करैछ जे विषय-वस्तु बुझबामे सहायक होइछ। एहिमे कोनो सन्देह नहि जे सुगमता पूर्वक ओकर विकासक सम्भावना अछि।

2. प्रजातन्त्रक प्रथम शर्त्त थिक जनमानसकेँ शिक्षित करब, जाहिसँ ओ कोनो कार्य सम्पूर्ण शक्तिक संग सहर्ष करत। ओकर शक्ति विषय-वस्तु बुझबामे सहायक होइछ। जखन कोना समस्या उत्पन्न हैत तँ ओकर समाधान ओ आसानीसँ क' पबैछ। मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षा जीवित प्रजातन्त्रक मूल मन्त्र थिक।

3. एहिमे कोनो सन्देह नहि जे प्राथमिक शिक्षा मातृभाषाक माध्यमे देल जाय, कारण मैथिली एक प्राचीनतम जीवित भाषा थिक तैं एकरा अनिवार्य रूपैं लागू करबाक दिशामे प्रयासक प्रयोजन अछि आ बिहार राज्यक अधिकांश जिलामे ई बाजल जाइत अछि ततय अनिवार्य रूपैं एकरा लागू करबाक हेतु सरकारपर दवाब बनायब आवश्यक अछि।

किन्तु दुर्योगक विषय थिक जे सरकारक उदासीनताक कारणैं ने तैं मैथिलीमे प्राथमिक शिक्षाक पुस्तक प्रकाशित भेल आ ने तैं ओकर अध्यापनक व्यवस्था अद्यापि भेल अछि जे चिन्तनीय विषय थिक। अतएव सरकारक एहि नीतिक विरोधमे जनमत संग्रह क' कए सशक्त आन्दोलनक प्रेरणा ओ देलनि जे मूक बधिर सरकारकैं जगयबाक प्रयोजन अछि। सुसुप्त सरकारकैं जा धरि जगाओल नहि जायत ता धरि मिथिलाञ्चलमे प्राथमिक शिक्षाक माध्यम मैथिलीकैं नहि भेटत। मिथिला आ मैथिलीक सर्वतोभावेन विकास आ विविध समस्यादिक निदान ओकर निराकरण ता धरि सम्भावित नहि अछि जा धरि ओहिसँ लड़बाक शक्तिक लेल आवश्यकता अछि जनमानसक चेतन विचार आ सक्रिय सहयोग। एहि लेल मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षा अपेक्षित अछि। हिनका द्वारा चलाओल गेल एहि आन्दोलनकैं साकार रूप देबाक दिशामे प्रयास अपेक्षित अछि। ई विषय अद्यापि अस्पष्ट अछि जे भारतीय संविधान, साहित्य अकादेमी आ अन्तर्राष्ट्रीय साहित्यिक संस्था पी.ई.एन. द्वारा एहि भाषा आ साहित्यकैं मान्यता प्राप्त अछि तखन बिहार सरकार प्राथमिक शिक्षाक रूपमे एकरा लागू किएक ने करैत अछि ? एकरा लागू कयलासँ सरकारक प्रतिष्ठामे विकास होयतैक आ जनमत ओकरा पक्षमे अनायासहि आकर्षित भ' जायत।

**आन्दोलन-नवआयाम :**

जयकान्त मिश्र मैथिली आन्दोलनकैं नव स्वरूप प्रदान करबाक आकांक्षी रहथि, कारण हुनक प्रबल इच्छा छलनि जे आन्दोलन सम्बन्धी कार्यक्रमकैं रूपायित करबाक निमित्त झुण्ड बान्हिक, ढोल बजा क', गाम-गाममे घूमि क' मातृभाषाक की महत्त्व छैक तकरा बुझायब परमावश्यक अछि। एहि लेल मुख्य-मुख्य स्थानपर मीटिंगक आयोजन करब आ मातृभाषाक वास्तविक महत्त्व आ तज्जनित विविध समस्यादिसँ जनमानसक ध्यानार्षित करब। मैथिली भाषापर मात्र ब्राह्मण आ कर्ण कायस्थक वर्चस्वकैं समाप्त करबाक लेल ओ सेहो आन्दोलनक आवश्यकता अछि तकर ओ अनुभव कयलनि। ओ मिथिलाञ्चलक मुसलमानकैं मैथिली आन्दोलनक संग जोड़बाक बलवती इच्छा शक्ति छलनि हुनका। ओ एहन आन्दोलनक आकांक्षी रहथि जे जनमानस वैह यथार्थ रूपैं प्रतिनिधित्त्व क' सकैछ जे ओहि अंचल,

ओहि क्षेत्रक, ओहि समाजक सर्वांगीन विकास आ उन्नतिक हेतु सतत सक्रिय रहथि। किन्तु असीम पीड़ा हुनका एहि बातक छलनि जे मिथिलाञ्चल अपन विकासक लेल आन्दोलनक प्रति सतत उदासीन रहल अछि। मैथिली आन्दोलनमे तीव्रता अनबाक हेतु जा धरि सांसद, विधायक आ ग्राम पंचायतक प्रतिनिधिक सहयोग नहि भेटत ता धरि ई धारदार नहि भ' सकैछ। ओ एहि बातसँ अत्यधिक दु:खी रहथि जे मिथिलाञ्चलसँ निर्वाचित प्रतिनिधि लोकनिमे मातृभाषाक प्रति जनजागरणक अभाव परिलक्षित भेलनि।

जयकान्त मिश्र मैथिली आन्दोलनकेँ नव आयाम प्रदान करबाक प्रयास कयलनि। हुनक धारणा छलनि जे जा धरि एकरा राष्ट्रीय रूप नहि प्रदान कयल जायत ता धरि मैथिली भाषा आ साहित्यक विकासक सम्मावना नहि। जहिना ओड़िया भाषी, असमिया भाषी आ नेपाली भाषीकेँ अपन भाषा आ साहित्यक प्रति अगाध श्रद्धा आ सम्मान छैक जे अपन चिर स्नेही अमार भाषा जननीक नारा बुलन्द करैत अछि तहिना मैथिली भाषीकेँ सेहो अपन भाषा आ साहित्यक प्रति स्नेह आ श्रद्धा उत्पन्न करबाक लेल आन्दोलनक प्रयोजनक ओ अनुभव कयलनि। जाहि-जाहि भाषा आ साहित्यकेँ साहित्य अकादेमी मान्यता देने अछि ओहि सब भाषा-समूहकेँ भारतीय संविधानक अष्टम अनुसूचीमे नहि सम्मिलित कयल जायत तकरा लेल एकात्मकता सूत्रमे आबद्ध भ' राष्ट्रीय स्तरपर आन्दोलनक प्रयोजन अछि। एहि आन्दोलनकेँ तीव्रतर रूप देबाक हेतु अनेक गामक ओ पद-यात्रा कयलनि आ जिला-जिलामे जन आन्दोलनक करबाक आह्वान कयलनि। हुनक दृढ़ धारणा छलनि ज मैथिली आन्दोलन तँ पत्र-पत्रिका, पत्रकार, साहित्यकार आ सहृदय मैथिली प्रेमी धरि सीमित अछि तकरा व्यापक परिधिमे अनबाक प्रयोजन अछि।

हुनक धारणा छलनि जे जा धरि एकरा राष्ट्रीय स्वरूप नहि देल जायत ता धरि एहि भाषाक विकास आ कल्याणक सम्भावना हुनका दृष्टिगत नहि होइत छलनि। एहि प्रसंगमे हुनक धारणा छलनि, जहिना पॉल रोक्सन रचित गीतकेँ लूथर किंग नामक निग्रो नेता निग्रो आन्दोलनमे उपयोग कयलनि तहिना हमरा लोकनिकेँ अपन भाषाक संग्राम गीत घोषित करबाक आवश्यकता अछि :

*We shall over come, we shall over come*
*We shall over came some day, O! deep in my heart*
*I do believe, we shall over come some day*
*We will have in peace, we will go hand in hand.*

हुनक मान्यता छलनि जे जा धरि मिथिलाञ्चल वासी उपर्युक्त काव्यांशसँ नहि अनु प्राणित हैता ता धरि हमर आन्दोलनकारी स्वरूपक यथार्थ परिचय नहि आ उपलब्धि नहि भ' सकैछ।

मैथिली आन्दोलन जकर ओ सूत्रधार रहिथ अनेक दशक धरि ओकरा चलौलनि तकरा ओ टिमटिमाइत दीप मानैत रहथि। मैथिलीक नामपर जतेक आन्दोलन चलाओल जा रहल अछि ओ साधारणत: हमर आन्दोलनकैँ उजागर करैत अछि। छोट-छोट बातकैँ ल' कए आन्दोलन करब तकरा ओ कथमपि आन्दोलनक संज्ञासँ नहि अलंकृत करैत रहथि। मैथिली आन्दोलनकैँ संचालित करबाक लेल ओ विराट शक्तिक ओ अनुभव कयलनि। मैथिली भाषी द्वारा संचालित आन्दोलनकैँ ओ तकरा विकास नहि, प्रत्युत विनाश मानैत रहथि। मैथिली आन्दोलनक असफलताक कारणक उल्लेख करैत हुनक कथन छलनि जे पंजाबी आ उर्दू सदृश हमर भाषाक कोनो धर्मसँ सम्वद्ध नहि अछि। मैथिली बजनिहारक संख्या भारतमे सातम अछि। हमर भाषाकैँ स्वतन्त्र लिपि छैक। एकर अतीत अत्यन्त समुज्जवल अछि। हमर महान सांस्कृतिक परम्परा विश्वकैँ दिशा निर्देश करैत रहल अछि। सांस्कृतिक अस्मिताक रक्षाक लेल आन्दोलन आधुनिक परिप्रेक्ष्यमे धर्म थिक।

अपन जीवनक परिणत वयमे मिथिलाकैँ स्वतन्त्र राज्यक रूपमे स्थापनार्थ आन्दोलनमे सहभागी भेलाह तथा एहि अभियानकैँ सफल बनयबाक दिशामे संघर्षरत भेलाह। अपन स्वाभिमानक रक्षार्थ ओ आन्दोलनक अग्निकैँ प्रज्वलित कयलनि जे अद्यापि जनमानस संघर्षशील अछि। हुनक आकांक्षा छलनि जे राष्ट्रक अखण्डता आ एकता रहओ, किन्तु अपना घरमे, अपना जिला, अपना प्रान्तमे अपन भाषा आ संस्कृति अक्षुण्ण राखि अग्रसर हैबाक प्रयोजन अछि। लोक भरिपोख, भरिमन जीवित रहि देशक उन्नतिमे सहभागी हैत। कुण्ठित, कलुषित, हीन व्यक्तित्वक विकास कहियो नहि सम्भव अछि।

ओ मातृभाषाकैँ जीवित रखबाक आकांक्षी रहथि, कारण मातृभाषाक मरण जीवनक प्रश्नक हेतु हमरा लोकनिकैँ कोनो सक्रिय डेग उठयबाक प्रयोजन अछि। एहि प्रसंगमे ओ एक महत्त्वपूर्ण बातक बरोबरि चर्चा करैत रहथि जे द्वितीय विश्वयुद्ध चलैत छल। फ्रासकैँ चारूकातसँ जर्मन सेना घेरि नने छल। फ्रेंच अकादमीक पेरिस नगरमे सभा छल। एहि सभामे अधिकाधिक साहित्यकार ओ विद्वान् सम्मिलित भ' नियमानुसार विचार-विमर्श कयलनि। हुनका सभक इएह दावी छलनि जे केहनो विकट आ संकटकालीन स्थितिमे भाषा आ साहित्यक कार्यक परित्याग करब समुचित नहि। ओ एहिसँ प्रेरणा देलनि जे मातृभाषाक माध्यमे प्राथमिक शिक्षाक प्रयोजनीयतापर प्रकाश देलनि। एहि विकट समस्याक समाधानक हेतु ओ विचार विमर्श क' एकर समाधान तकबाक प्रेरणा देलनि। जँ मातृभाषाक रूपमे मैथिली सिखबाक, लिखबाक, पढ़बाक हिस्सक नहि लागत तँ आगाँ कखनो कहियो कोनो स्थितिमे आगाँ नहि बढ़ि सकब। एहि विडम्बनाकैँ हमरा सभकैँ

बुझबाक थिक। अपन मातृभाषाकेँ जीवित रखबाक ओ मूलमन्त्र देलनि। एहि लेल समाजक दृष्टि सम्पन्न आ सामर्थ्यवान लोकक सहभागिता मैथिली आन्दोलनक लेल प्रयोजनीय अछि। जे यथार्थमे जुड़ल चेतनाक संग सामाजिक विकासकेँ दृष्टिमे राखि आन्दोलनक नेतृत्व करथि।

ओ एहि बातकेँ स्वीकार करैत रहथि जे मैथिली आन्दोलनक लेल सशक्त नेतृत्त्वक आवश्यकता, दृढ़ इच्छा शक्ति, एकात्मकता आ समर्पण भावनासँ आन्दोलन कयलेपर अपन अधिकार प्राप्त करबामे कामयाबी भेटि सकैछ। केन्द्र हो वा राज्य सरकार ओ आन्दोलनक भाषा बुझैत अछि। एहि लेल जनजागरणक प्रयोजन अछि, विनु भय होहि न प्रीति। भाषा आ संस्कृतिक विकासक लेल संघर्ष करबाक ओ प्रेरणा देलनि।

**उपलब्धि :**

मैथिलीक वास्तविक विकासार्थ जयकान्त मिश्र द्वारा चलाओल आन्दोलनक कतिपय नव उपलब्धि थिक। हुनक आन्दोलनकारी स्वरूपक पहिल परिचय भेटैछ जे भारतक प्रधानमंत्री पण्डित जवाहरलाल नेहरूकेँ मैथिली भाषा आ साहित्यक गौरवशाली प्राचीन पराम्परासँ अवगत करौलनि तथा एकर विकासक लेल पथ प्रशस्त करबाक निवेदन कयलनि। मैथिली भाषा आ साहित्यक समृद्धशाली परम्परासँ जनमानसक ध्यान आकर्षित करबा लेल सन् 1961ई. आ सन् 1963ई. मे क्रमश: इलाहाबाद आ दिल्लीमे पुस्तक प्रदर्शनीक आयोजन कयलनि। साहित्य अकादेमीक सामान्य परिषद्क सदस्यक मनोनयनक पश्चात् अपन मातृभाषाक साहित्यिक पुरातन परम्परासँ अन्यान्य भारतीय भाषाभाषीकेँ एकर महत्त्वसँ अवगत करबाक निमित्त संघर्षशील भ' कए आन्दोलन कयलनि जकर परिणाम सकरात्मक रहल आ मैथिलीकेँ मान्यता भेटल साहित्य अकादेमी द्वारा आ भारतीय संविधानक अष्टम अनुसूचीमे।

मैथिली आन्दोलन सतत गतिशील तकर परिणाम अछि जे ओ शनै:-शनै: नीचाँसँ ऊपर ससरल अछि। ई आन्दोलनक परिणाम थिक जे भारतीय संविधानक अष्टम अनुसूचीमे अपन स्थान स्वीकृत करौलक। मैथिलीक वास्तविक विकास हेतु अद्यापि आन्दोलन अपेक्षित अछि। आवश्यकता अछि जे हमरा लोकनि आन्दोलनोन्मुख भ' प्रयास करबाक चाही जे राजभाषाक रूपमे एकरा स्वीकृति भटैक। हुनक एहि सकारात्मक आन्दोलनकेँ मूर्त्त रूप प्रदान करबामे मिथिलाञ्चल आ प्रवासी मातृभाषानुरागी संस्थादि अपरिमित सहयोग भेटलनि जकर पुनराख्यानक प्रयोजन नहि।

जयकान्त मिश्र द्वारा चलाओल मैथिली आन्दोलनक जे उपलब्धि प्राप्त कयलक अछि ओ सर्व वर्ग व्यापी भेल अछि आ बहुत अंशमे सफलता प्राप्त कयलक अछि। प्राथमिक शिक्षाक विषयमे मैथिलीकेँ कण्ठ मोकबाक जे सरकार प्रयास कयलक अछि ओहि दिस ओ ध्यानाकर्षित कयलनि। मैथिली आन्दोलनक इतिहास साक्षी अछि जे हमर विविध माङ क्रमश: स्वीकृति भेटैत गेल अछि आ राजनैतिक स्वीकृत भेटि गेलाक पश्चात् ओहिसँ लाभान्वित होयबाक भरिगर दायित्त्व मातृभाषानुरागी लोकनिपर आबि गेल अछि तकर निर्वाह प्रत्येक मैथिल सपूतक पुनीत कर्त्तव्य थिक।

**नि:सारण :**

मैथिली साहित्यक प्राचीन परम्पराकेँ इतिहास-लेखन द्वारा सुदृढ़ करबाक दिशामे, निखिल विश्वमे एकरा महत्त्व निरूपित करबाक दिशामे, जनजागरणक जे अभियान चलौलनि, एकर मान्यतार्थ सतत संघर्षशील रहला, मातृभाषाक समुचित विकासक लेल दधीचिक समान हड्डी गलौलनि तनिक अक्षय अवदानकेँ अग्रगति आ अक्षुण्ण रखबाक दिशामे प्रत्येक मातृभाषानुरागी जनमानसक पुनीत कर्त्तव्य थिक। ई श्रेय आ प्रेय हिनके छनि जे ओ अपन सत्प्रयाससँ मैथिली साहित्यक समृद्ध आ व्यापक स्वरूप प्रदान कयलनि जे मैथिलीक अस्तित्त्व सुरक्षित रहि सकल। यद्यपि हुनका समक्ष कोनो आदर्श आ मार्ग प्रशस्त कयनिहार नहि छल तथापि मातृभाषाक सम्वर्द्धनार्थ ओ जे काज कयलनि तकर प्रभाव परवर्त्ती पीढ़ीपर पड़ल। एहि दृष्टिसँ ओ आदर्श पुरुष रहथि। ओ मार्ग निर्देशक बनि मातृभाषानुरागक बीजक वपन कयलनि आ ओकर उन्नयनार्थ अति महत्त्वपूर्ण भूमिकाक निर्वाह कयलनि। हुनक तप, त्याग, तपस्या, कर्मशीलता, वैचारिक स्तर सतत अटल-अडिग रहनिहार मातृभाषानुरागी जनमानसकेँ चिरन्तन प्रेरणा-पुञ्ज बनल रहला। ओ अपन अद्वितीय वैदुष्य आ मैथिली आन्दोलनक अग्रदूत बनि जे आदर्श छोड़ि गेलाह ओ मातृभाषानुरागी लोकनिक लेल सतत प्रेरणा स्रोत बनल रहता। ओ परवर्त्ती पीढ़ीकेँ अनुसंधानक प्रेरणा देलनि जे अद्यापि मातृभाषाक विकासार्थ अनेक कार्य अवशेष अछि तकरा पूर्ति करबाक संकेत देलनि।

हिनक मातृभाषाक अपरिमित बहुमूल्य साहित्यिक आ आन्दोलनकारी अवदानसँ अतिशय प्रभावित भ' विश्रुत भाषा शास्त्री प्रोफेसर सुनीति कुमार चटर्जी मैथिली शब्द कोशक प्रथम खण्ड फॉरवार्ड लिखलनि जे डॉ. सर जार्ज अब्राहम ग्रियर्सन (1850-1941)क पश्चात भारतमे मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ हित चिन्तक रूपमे अजर, अमर आ अक्षुण्ण रहता :

*His name will be handed down to posterity in India as the greatest benefactor of Maithili at present day after that of illustrious George Abraham Geierson, and will ean for him gratitude of sixteen millions of Maithili speakers in the first instance and of the scholarly world of India, in the second.*

वस्तुत: हिनक ई सौभाग्य रहलनि जे अपन जीवन काल ओ मैथिलीक विकास विस्तारकेँ देखि पौलनि।

उपर्युक्त परिप्रेक्ष्यमे हुनक आलेखादि यत्र-तत्र विविध संग्रहादिमे आ पत्रिकादिमे प्रकाशित अछि जे वर्त्तमानमे धूल-धूसरित भ' रहल अछि तकरा एकत्रित क' कए प्रकाशमे आनब प्रत्येक मैथिली भाषाभाषी मातृभाषानुरागीक पुनीत कर्त्तव्य थिक। इएह एहि युगपुरुषक प्रति वास्तविक श्रद्धाञ्जलि हैत जे हुनक मातृभाषानुरागक लेल व्यक्त विचारादि वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे प्रकाशित क' कए परवर्त्ती भावी पीढ़ीक दिशा-बोध, मार्ग-निर्देशनक पथ-प्रशस्त करयबामे सक्षम भ' पाओत अन्यथा ओ अक्षय कृति कालक प्रवाहमे गिरिगह्वरमे विलीन भ' जायत।

* * *

# संस्मरण साहित्य

विगत अनेक शताब्दीसँ मैथिली भाषा ओ साहित्यक सुदीर्घ एवं समृद्धशाली साहित्यिक परम्परा अविछिन्न-अक्षुण्ण रूपेँ चलि आबि रहल अछि; किन्तु बीसम शताब्दीकेँ जँ एकर साहित्यिक विकास-यात्राकेँ स्वर्णयुगक संज्ञासँ अभिहित कयल जाय तँ एहिमे एक नव मोड़ आयल जे पत्र-पत्रिकाक उदय भेलैक तथा ओकर प्रकाशनक शुभारम्भ भेलैक जकर फलस्वरूप गद्यक विकासमे एक नव गति आयल। गद्यक विभिन्न रूप-विधानक प्रादुर्भाव पत्र-पत्रिकाक प्रकाशनसँ शुभारम्भ भेलैक। विगत शताब्दी प्रधानत: गद्य रूपमे ख्याति अर्जित कयलक आ ओकर प्रयोगक विविध रूप-विधानक रूपमे पाठकक समक्ष प्रस्तुत भेल। संघर्षमय युगक जीवनमे गद्यक मर्यादा एहि रुपेँ रूपायित क' देलक जे ओ अभिव्यक्तिक असाधारण साधन बनि गेल। आधुनिक मैथिली गद्य गंगाकेँ सम्पोषित करबाक उद्देश्यसँ साहित्य-पुरोधा लोकनिक सत्प्रयाससँ ओकर परिष्कार आ परिमार्जन भेलैक। गत शताब्दीमे आत्म-कथा, आलोचना, उपन्यास, कथा, गल्प, जीवनी, डायरी, निबन्ध, संस्मरण, साक्षात्कार आदि अनेक साहित्यिक विधाक जन्म देलक आ साहित्यमे एक नव-स्पन्दन भरबामे महत्वपूर्ण भूमिकाक निर्वाह कयलक।

ई श्रेय वस्तुत: पत्रिकादिकेँ छैक जे आधुनिक गद्यक आविर्भाव एवं विकास-यात्राकेँ गतिशील करबामे तथा साहित्यक श्रीवृद्धिक सहयोगमे अपेक्षित घ्यान देलक) एहि निमित्त साहित्य-सृजननिहार लोकनि नव-नव प्रवृत्तिक रचनाक दायित्वक भार वहन कयलनि आ सम्पादक लोकनि ओकरा यत्न पुरस्सर प्रकाशित कयलनि जकर फलस्वरूप मैथिली गद्यक प्रवर्द्धन भेलैक आ ओकरा विविध रूप-विधानमे विन्यस्त कयल जाय लागल। पत्रिकादिक माघ्यमे सेहो नव-नव रचनाकारकेँ प्रोत्साहन भेटलनि तथा हुनका सभक घ्यान ओहि विधा दिस आकर्षित भेलनि जकर एहि साहित्यान्तर्गत सर्वथा अभाव छलैक। एहिसँ अतिरिक्त विगत शताब्दीमे साहित्यक विकास यात्रामे अनेक उल्लेख योग्य काज भेल जकर ऐतिहासिक महत्व छैक। रचनाकारक भाव-प्रवणता, हार्दिकता, कल्पनाशीलता एवं स्वच्छनंद प्रवृत्तिक परिणाम स्वरूप मैथिली गद्य अपनाकेँ नव पल्लवसँ पल्लवित कयलक। विगत शताब्दीमे एकर सर्वतोमुखी विकास भेलैक जाहि आधारपर एकरा गद्ययुग कहबा समीचीन होयत, कारण मैथिली गद्य-गंगा शत-शत धारामे प्रवाहित होइत एकर साहित्य सागरकेँ भरलक आ पूर्ण कयलक।

उपर्युक्त पृष्ठभूमिक परिप्रेक्ष्यमे विगत शताब्दीमे एक अद्वितीय प्रतिभा सम्पन्न तप: सपूत रचनाकारक प्रादुर्भाव भेल आ अप्रतिम प्रतिभाक बलपर साहित्यक अनेक विधाकेँ संस्करित कयलनि आ ओकरा मिथिलाञ्चलक अभिज्ञान द' कए भारतीय साहित्यक समकक्ष स्थापित कयलनि जे रचनाक प्रत्येक क्षेत्रमे, सर्जनाक यावतो प्रस्थानमे ओ अपन कृतिमे ने केवल परवर्त्ती पीढ़ीक हेतु; प्रत्युत समकालीन रचनाकार लोकनिक हेतु सेहो शिखर पुरुष आ प्रेरक स्तम्भ बनि गेलाह ओ रहथि डा. व्रजकिशोर वर्मा मणिपद्म (1918-1986)। हुनक प्रकाशित साहित्य वैविध्य-पूर्ण अछि, कारण साहित्यिक अभिव्यक्तिक कोनो विधा नहि बाँचल रहल जकर सहज प्रयोगमे ओ उल्लेख्य योग्य सफलता नहि प्राप्त कयलनि। हुनका द्वारा रचित साहित्यक प्रचूरता आ विचित्रता अछि, किन्तु ओहिमे सर्वाधिक महत्वपूर्ण तथ्य थिक जे एहि परिमाण-प्राचूर्य्यमे हुनक अधिकांश साहित्यिक कृति अत्यंत उच्च कोटिक थिक। जाहिना हिनक रचनाक विशदता पाठककेँ चकित आ विस्मित क' रहल अछि तहिना हुनक व्यक्तिक आध्यात्मिक रहस्मयता सेहो अधिक जोड़ पकड़लक। हुनक आभ्यन्तरिक शक्ति हुनका निरन्तर चिर-नूतन रचनाक हेतु उत्प्रेरित करैत रहलनि तथा विश्राम करबाक लेल पलखति नहि देलकनि। ओ जीवनक विविध पथक पथिक रहथि तथा विषाद आ करुणाक बीच सौन्दर्यक अंवेषण करब हुनक लक्ष्य छलनि। हुनक मन आ मस्तिष्कक क्षितिज जागृत छलनि। ओ जीवन आ प्रकृतिक पक्षधर रहिथ। ओ एक दूरदर्शी साहित्य-मनीषी रहथि जे मैथिलीमे जाहि विधाक अभाव हुनका परिलक्षित भेलनि तकर पूत्यर्थ मनसा-वाचा-कर्मणा ओहिमे लागि गेलाह। हिनका द्वारा प्रयुक्त विधाहि साहित्यिक विधे नहि रहल, प्रत्युत आकर्षक विधाक रूपमे ख्याति अर्जित कयलक।

चिर नूतनताक अन्वेषी मणिपद्म मैथिली साहित्यमे संस्मरण साहित्यान्तर्गत चारि नव-विधाक प्रवर्त्तन कयलनि जकर सम्बन्ध अतीतसँ अछि, यद्यपि संस्मरणक संसार विषयक दृष्टिएँ व्यापक नहि, तथापि संवेदनाक गाम्भीर्य आ आत्मीय-स्पर्शक दृष्टिएँ अत्यंत श्रेष्ठ कोटिक साहित्य-विधाक अन्तर्गत अबैछ। भारतीय भाषा आ साहित्यमे एहि विधाक जन्म पाश्चात्य साहित्यिक संग सम्पर्क फलस्वरूप प्रारम्भ भेल जे अधुनातन सन्दर्भमे एक चर्चित विधाक रूपमे प्रचलित भेल अछि। एहि विधामे ओ विपुल परिमाणमे साहित्य-सृजन कयलनि किन्तु अत्यन्त दुर्भाग्यपूर्ण स्थिति अछि जे मैथिलीक तथाकथित इतिहासकार लोकनिक ध्यान एहि दिस नहि गेलनि आ ओकर चर्चा पर्यन्त नहि कयलनि। भारतीय साहित्य निर्माता सिरीजक अन्तर्गत साहित्य अकादेमीसँ हिनकापर मणिपद्म (1996) नामे एक मोनोग्राफ प्रकाशित भेल अछि जे अत्यंत उपहासात्मक अछि। ओकर लेखक एहि सीरिजक रचनाकेँ बिनु पढ़नहि उपेन्द्र महारथीक संस्मरणकेँ रामलोचनशरणक नामोल्लेख

कयलनि अछि। इएह तँ मैथिलीक मोनोग्राफ लेखकक स्थिति अछि।

भारतीय स्वतंत्रता-संग्रामक इतिहासमे सन् उन्नीस सय बियालिसक अगस्त क्रान्तिक ऐतिहासिक दृष्टिएँ अत्यंत महत्वपूर्ण स्थान अछि। एहि महाक्रान्तिमे बूढ़-बूढ़ानुस नेतासँ ल' कए जुआन-जहानक रक्त बेसी गर्म छलैक आ अंग्रेजी शासन-व्यवस्थाक विरूद्ध ओकारा सभक स्वर अधिक मुखर भेल छलैक। उत्तर बिहार आ मिथिलाञ्चलक नवयुवक लोकनि एहि महायज्ञमे अपन प्राणक आहूति देलनि आ रक्तसँ तर्पण कयलनि। मणिपद्म स्वयं सजग, सचेष्ट आ निर्भीक स्वतंत्रता सेनानी रहथि। एहि परिप्रेक्ष्यमे ओ मैथिली-संस्मरण प्रथमे-प्रथम डायरी शैलीक प्रवर्त्तन कयलनि अवश्य, किन्तु एकरा अतंर्गत ओ प्रचुर परिमाणमे रचना नहि क' पौलनि वा कयनहु होयताह तँ ओ ने तँ प्रकाशित अछि आ आब अनुपलब्ध अछि। जँ कदाचित एहि विधामे प्रचुर परिमाणमे डायरी लिखने रहितथि तँ ओ निश्चये मैथिली साहित्यक अभूतपूर्व कृति होइत। एहि सिरीजक अन्तर्गत हुनक *बियालसीक फरारी सात दिन* (मिथिला मिहिर, 5 दिसम्बर 1953) एवं *फरारीक पाँच दिन* (मिथिला मिहिर 31 दिसम्बर 1961) प्रकाशित अछि जाहिसँ स्वतंत्रता आंदोलनक क्रममे ओ डायरी लिखलनि तकर दारूण पीड़ादायक वर्णन कयलनि। एहिमे रचनाकार सद्य: स्फुटन भाव वा विचारकेँ अभिव्यक्ति देलनि वा अपन अनुभवक रेखाकंन वा विगत अनुभवक पुनर्मूल्यांकन कयलनि। एहिमे बियालसीक महाक्रान्तिमे फरारीक स्थितिमे जाहि परिस्थितिक चित्रण कयलनि जे नेपाल तराइक जन जीवनपर प्रकाश देलनि।

अपन दीर्घ सार्वजनिक जीवनमे ओ देशक राजनैतिक, साहित्यिक, सामाजिक आ सरकारी तंत्रमे कार्यरत व्यक्तिक सम्पर्कमे अयलाह, ओहि स्मृति कणकेँ जोड़ि क' हुनकासँ भेट भेल छल सन् 1953 ई. सँ लिखब प्रारम्भ् कयलनि जकर समापन 1986 ई. धरि अनवरत चलैत रहलनि जकरा एहि सिरीजक अन्तर्गत अभिव्यक्ति देलनि। हिनक उपर्युक्त संस्मरण मात्र लेखकीय मनीषापर नहि आधृत अछि, प्रत्युत प्रकृति-प्रेम, ईश्वर प्रेम, स्वजाति प्रेम, महतक प्रति श्रद्धा, विनोद प्रियता आदिक समस्त वैशिष्ट्यक झलक एहिमे भेटैछ। ओ अपन दीर्घ साहित्यिक जीवनान्तर्गत जाहि-जाहि मातृभाषानुरागी आ साहित्यानुरागी साधक लोकनिक सम्पर्कमे अयलाह ओकरा संगहि अन्यान्य भाषानुरागी विद्वत् वर्गसँ अभिभूत भेलाह, जाहि रूपेँ हृदयंगम कयलनि, जाहि रूपेँ प्रभावित भेलाह, तनिके ओ श्रृंखलाक कड़ीक आधार बनौलनि। हिनक संस्मरणात्मक आलेख यद्यपि विवरणात्मक अछि तथपि ओ सत्य घटनापर आधृत अछि संगहि वर्णित व्यक्तिक मातृभाषानुराग आ साहित्यिक आन्दोलन परिचायक सेहो अछि। एहि सिरीजक अन्तर्गत प्रकाशित संस्मरण जीवनक एक पक्षकेँ उद्घाटित करैत अछि जे व्यक्ति अपन क्रियाकलापसँ

आकर्षित कयलथिन तनिकेपर ओ लिखलनि। एकरा अन्तर्गत वर्णित व्यक्तिक व्यक्तित्व ओही वैशिष्ट्य तथा स्थितिकेँ जनमानसक समक्ष प्रस्तुत कयलनि जाहिसँ हिनक संस्मरण वास्तविक घटित घटनाक सन्निकट आ सम्भव भ' सकल। ओ स्पष्ट रूपेँ अपन यथार्थ प्रतिक्रिया वर्णित व्यक्तिपर व्यक्त कयलनि जकर वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे ऐतिहासिक महत्व भ' गेल अछि।

एहि श्रृंखलाक अन्तर्गत मैथिला भाषा आ साहित्यक निम्नस्थ व्यक्तित्वक संग हुनका साक्षात्कार भेलनि तथा अमिट छाप छोड़लथिन यथा सीताराम झा (1891-1975) (मिथिला मिहिर, 12 दिसम्बर 1953), वैद्यनाथ मिश्र *यात्री* (1911-1998) (मिथिला मिहिर, 26 दिसम्बर 1953), काञ्चीनाथ झा *किरण* (1906-1989) (मिथिला मिहिर, 23 जनवरी 1954), चन्द्रनाथ मिश्र *अमर* (1925) (मिथिला मिहिर, 30 जनवरी 1954), हरिमोहन झा (1908-1984), (मिथिला मिहिर, 13 मार्च 1954), कुलानन्द नन्दन (1908-1980) (मिथिला मिहिर, 27 मार्च 1954), सुधांशु शेखर चौधरी (1920-1990) (मिथिला मिहिर, 30 अपैल 1954), सोमदेव (1934) (10 अप्रैल 1954), सुरेन्द्र झा *सुमन* (1910-2002) (मिथिला मिहिर, 17 अप्रैल 1954), नरेन्द्रनाथ दास (1904-1993) (मिथिला मिहिर 1 मई 1954), मायानन्द मिश्र (1934) (मिथिला मिहिर, 8 मई 1951), भोलालाल दास (1894-1977) (मिथिला मिहिर, 15 मई 1954), लक्ष्मण झा (1916-2002) (मिथिला मिहिर, 22 मई 1954), गिरीन्द्रमोहन मिश्र (1890-1983) (मिथिला मिहिर, 14 अगस्त 1954), जगदीश्वरी प्रसाद ओझा (?) (मिथिला मिहिर, 28 अगस्त, 1954) उमेश मिश्र (1895-1967) मिथिला मिहिर, 4 सितम्बर, 1954) अमरनाथ झा (1897-1955) (मिथिला मिहिर, 11 सितम्बर, 1954), सोमनसदाइ (?) (मिथिला मिहिर, 25 सितम्बर, 1954), नइँ बिसरब (मिथिला दर्शन, जनवरी 1954), नंग्टू साँढ़ (मिथिला दर्शन, अगस्त 1960), कमला, यमुना आ गंगा (मिथिला दर्शन, जुलाई 1961), तीन गोट संस्मरण (वैदेही, जुलाई-अगस्त 1961), सामा चकेबा (वैदेही, सितम्बर 1961), गोदपाड़िनी नट्टिन (मिथिला मिहिर, 21 अप्रैल 1963), थानेदार (मिथिला मिहिर, 17 नवम्बर, 1963), राजकमल चौधरी (1929-1967) (मिथिला मिहिर, 30 जुलाई 1967), मिहिरोदय (मिथिला मिहिर, 1 मार्च 1970), रामकृष्ण झा *किसुन* (1923-1970), (मिथिला मिहिर, 2 अगस्त 1970), रमानाथ झा (1906-1971) (मिथिला मिहिर, 16 जनवरी, 1972), हजारीप्रसाद द्विवेदी (1907-1979) (मिथिला मिहिर, 27 मार्च 1973), बदरीनाथ झा (1893-1974) (मिथिला मिहिर, 30 सितम्बर 1973), ललितानारायण मिश्र (1922-1975) (मिथिला मिहिर, 19 जनवरी 1975), बलदेव मिश्र (1880-1979) (मिथिला मिहिर, 3 फरवरी 1975), विशालकाय महिला (?) (मिथिला मिहिर 2 नवम्बर 1975) राजाबहादुर विश्वेश्वर सिंह (1908-1976)

(मिथिला मिहिर, 25 अप्रैल 1976), पिताश्री चल गेलाह (मिथिला मिहिर, 3 अक्तूबर, 1976), राजेश्वर झा (1922-1977) (मिथिला मिहिर 15 मई 1977), सुनीतिकुमार चटर्जी (मिथिला मिहिर 3 जुलाई, 1977), लक्ष्मीपति सिंह (1907-1979) (मिथिला मिहिर, 25 मार्च 1979), जयप्रकाश नारायण (1902-1979) (मिथिला मिहिर 14 अक्तूबर 1979) उपेन्द्र ठाकुर मोहन (1916-1980) (मिथिला मिहिर, 8 जून, 1980), चिरवत्सले (मिथिला मिहिर, 7 दिसम्बर 1980), उपेन्द्र महारथी (मृत्यु 1981) (मिथिला मिहिर, 1 मार्च, 1981), योगेन्द्र मल्लिक (?), (कर्णामृत, सितम्बर 1981), धर्मलाल सिंह (?) (मिथिला मिहिर, 29 नवम्बर 1981) सुभद्रा झा (1911-1982) (मिथिला मिहिर, 24 अक्तूबर 1982), राधाकृष्ण चौधरी (1924-1984) इत्यादि। कविवर सीताराम झा, बाबू भोलालाल दास एवं राधाकृष्ण चौधरी पर दुइ संस्मरण उपलब्ध होइछ जे एक तँ जीवितावस्था थिक आ दोसर मृत्यूपरान्त जे क्रमश: मिथिला मिहिर, 20 जुलाई 1975, मिथिला मिहिर, 19 जून 1977 एवं कर्णामृत, जनवरी-मार्च 1986 मे प्रकाशित भेल। उपर्युक्त संस्मणान्तर्गत ओ हुनक जीवन वृत्तक इतिहासे नहि, प्रस्तुत कयलनि, प्रत्युत हुनक साहित्यिक अभिरुचि एवं अवदानक संगहि-संग संगठनात्मक प्रवृत्तिक लेखा-जोखा प्रस्तुत कयलनि अछि जे मातृभाषाक विकासमे उल्लेख्य योग्य अवदानक कारणेँ चर्चित अछि।

हुनकासँ भेट भेल छलक परिधि मात्र मैथिली साहित्य मनीषी लोकनि धरि सीमित नहि रहल, प्रत्युत ओकर फलक विस्तृत छल तकर प्रारूप भेटछै जे विश्वक प्रख्यात भाषा शास्त्री विद्वत् वरेण्य सुनीतिकुमार चटर्जी, हिन्दीक प्रख्यात मनीषी आचार्य हजारी प्रसाद् द्विवेदी, महान राजनेता जयप्रकाश नारायण, मिथिलाक प्रख्यात चित्रकार उपेन्द्र महारथी, मिथिलाक यशस्वी राजनेता ललितनारायण मिश्र एवं महान् लक्ष्मीवान राजा बहादुर विश्वेश्वर सिंह इत्यादि व्यक्तिक प्रसंगमे अपन निजी धारणाकेँ रूपायित कयलनि।

एहिसँ अतिरिक्त अपन पूज्य पिताश्री आ पूज्या माताश्रीपर सेहो संस्मरणक रचना कयलनि। एहि सिरीजक अन्तर्गत समाजक उपेक्षित आ तिरस्कृत वर्गक प्रति हुनकर हृदयमे असीम श्रद्धा, अगाध प्रेम आ अपार सहानुभूति छलनि तकर यथार्थताक प्रति रूप भेटैछ सोमनसदाय, गोदपाड़िनी नट्टिन एवं नंग्टू साँढ़मे जाहिमे ओकर वास्तविक पृष्ठभूमिक रेखाकंन कयलनि। सरकारी तन्त्रक परिवेशमे भ्रष्टाचारी थानेदारक संग कोन स्थितिमे साक्षात्कार भेलनि तकर यथार्थ क्रिया-कलाप दिस हुनक घ्यान केन्द्रित भेलनि तकरो एहि सिरीजमे समाहित कयलनि। व्यवसायसँ ओ होमियोपैथ रहथि। ओ एक विशालकाय पहाड़ी रोगिणीक प्रसंगमे सेहो लिखलनि जे हुनकासँ इलाज कराबय आयल छलीह।

हुनकासँ भेट भेल छलक अन्तर्गत ओ स्मृतिकण आ साहित्यिक रिक्तताक

जीवन परिचय, विचार-धारा, साहित्यिक प्रवृत्ति आ सामाजिक गतिविधिक परिचय प्रस्तुत कयलनि। एहि संस्मरणात्मक निबन्धमे ओ ने केवल प्राचीन परिपाटीक परित्याग कयलनि, प्रत्युत नवजीवन दृष्टि आ नव पद्धतिक श्रीगणेश कयलनि। एहन अनुभूति परक कृति सभमे ओ अपन अतीतक ओहि प्रसंगक उद्भावना कयलनि जे हुनक साहित्यिक व्यक्तित्वक नियामक सिद्ध भेल। एहि सिरीजमे जतबे संस्मरण उपलब्ध अछि ततबे ओ तद्युगीन साहित्यिक गतिविधिक दस्तावेज थिक जे मैथिली साहित्येतिहासमे अहं भूमिकाक निर्वाह करैछ। भावनात्मक आ वैयक्तिकताक संगहि-संग वैचारिकताक अद्भूत समन्वय एहिमे भेल अछि।

सैद्धान्तिक दृष्टिएँ, हुनक संस्मरण-साहित्य साहित्यिक संस्मरणक विशिष्ट गुणसँ अलंकृत आ महत्वपूर्ण अछि। एहिमे कथात्मकताक दृष्टिएँ कथा, वैचारिकताक दृष्टिएँ निबन्ध आ भावनात्मकताक दृष्टिएँ कविता, एहि तीनू विधाक त्रिवेणीक अभूत पूर्व संगम भेल अछि। हिनक संस्मरणमे अनुभूति, वर्णन, विवरण, विचार, भाव, यथार्थ आ कल्पनाक अद्भूत समन्वय भेल अछि। हिनक संस्मरणात्मक निबंधक मूलाधार थिक भावना जे काव्यात्मकताक गुणसँ अंलकृत अछि।

एहि सिरीजक संस्मरणक अनुशीलनसँ अवबोध होइछ जे हिनका भारतीय साहित्यक संगहि-संग पाश्चात्य साहित्यक सेहो गहन अध्ययन छलनि। एहि वास्तविकताक परिचय हुनक उपर्युक्त संस्मरणान्तर्गत डेग-डेगपर उपलब्ध होइछ। ओ अपन एहि रचनान्तर्गत एहन वातावरणक निर्माण कयलनि जाहिसँ पाश्चात्य साहित्य चिन्तक लोकनिक विश्व प्रसिद्ध रचना सभक सेहो विवरण प्रस्तुत करबामे कनियो कुंठित नहि भेलाह जे ओहि अवसरक हेतु उपयुक्त छल। एहिमे गांधीवादक संगहि-संग मार्क्सवादक छौंक स्थल-स्थलपर भेटैछ।

हुनकासँ भेट भेल छलमे तीव्र मानवीय संवेदना, व्यापक सहानुभूति, सजल करुणा, ममता आ आत्मीयता अछि जे अन्यत्र दुर्लभ अछि। एहिमे नोर आ तीव्र आवेगक गम्भीर चित्र तथा सामाजिक, राजनीतिक विचार-धाराक स्पष्ट छाप फराकहिसँ चिन्हल जा सकैछ। एहिमे साहित्यकार, शिक्षाविद्, राजनीतिज्ञ, मातृभाषानुरागी, उन्नायक, समाजसेवी, कलाकार आ विद्वत वर्गसँ सम्बन्धित व्यक्तिक संग साक्षात्कार अछि जे वर्त्तमान परिवेशमे अतिशय ज्ञानवर्द्धक आ ऐतिहासिक पृष्ठभूमिक निर्माण करैछ।

मणिपद्म एक पैघ यायावर रहथि। साहित्यिक यायावरकँ एक अद्भूत आकर्षण अपना दिस आकर्षित करैछ, ओ मन्त्र मुग्ध भ' कए ओहि दिस आकर्षित भ' जाइछ। एहन साहित्य सर्जनमे ओ संवेदनशील भ' कए निरपेक्ष रहथि। यायावरीक क्रममे हुनका रस्तामे पड़निहार मन्दिर, मस्जिद, मीनार, विजय स्तम्भ, खण्डहर,

स्मारक, किला, कब्रिस्तान आ प्राचीन महलक संस्कृति, कला आ इतिहासकेँ एकत्रित क' कए अपन यात्राक पृष्ठभूमि तैयार कयलनि। हिनक उपलब्ध यात्रा-साहित्य संस्मणात्मक थिक जाहिमे ओ एक सामान्य यात्री जकाँ अपन प्रभाव, प्रतिक्रिया आ संवेदनाकेँ महत्व देलनि। एहि सभकेँ ओ ओहिठाम गेल छलहुँ नामे यात्रा वृतान्त प्रस्तुत कयलनि जकरा अन्तर्गत कोरहाँस गढ़क साँझ (मिथिला-मिहिर, 2 अप्रैल 1962), ई आषाढ़क प्रथम दिन (मिथिला मिहिर, 16 जून, 1963) पुण्यभूमि सरिसवपाही (मिथिला मिहिर, 14 मार्च, 1968), कुलदेवी विश्वेश्वरी (मिथिला मिहिर, 11 अगस्त, 1968), त्रिशूलातट प्रवास (मिथिला मिहिर, 12 जनवरी, 1969), एकटा पावन प्रतिष्ठान (मिथिला मिहिर, 10 अक्तूबर, 1971), प्रसंग एकटा स्मारकक (मिथिला मिहिर, 10 अप्रैल, 1975), महिषीक साधना केन्द्र (मिथिला मिहिर, 29 जून, 1975) एवं विसफीसँ वनगाम धरि (मिथिला मिहिर, 25 दिसम्बर 1983) आदि उल्लेखनीय अछि।

ओहिठाम गेल छलहुँमे ओ साहित्यक समग्र जीवनक अभिव्यक्ति रूपमे ग्रहण कयलनि। हिनका लेल प्रकृति सजीव अछि, यात्रामे जे पात्र भेटलथिन ओ हुनक आत्मीय आ स्वजन बनि गेलथिन। हिनक यात्रा साहित्य महाकाव्य आ उपन्यासक विराटत्व, कलाक आकर्षण, गीतिकाव्यक मोहक भावशीलता, संस्मरणक आत्मीयता, निबन्धक मुक्ति सभ किछु आनायासहि एहि मे भेटि जाइत अछि। ओ जे देखलनि, अनुभव कयलनि तकर यथार्थ चित्र एहिमे प्रस्तुत कयलनि।

एकर सर्वोपरि वैशिष्ट थिक-औत्सुक्य जे पाठक एकबेर पढ़ब प्रारम्भ करैछ तँ ओकर समाप्ति जा धरि नहि भ' जाइछ ता धरि हुनका चैन नहि होइत छनि। हुनका भूगोलक विशद ज्ञान छलनि तँ कोनो स्थानक भौगोलिक वर्णन करबामे ओ निपुणता देखौलनि जकर यथार्थ परिचय एहिमे उपलब्ध करौलनि। एहि श्रृंखलान्तर्गत जे रचनादि उपलब्ध अछि ओकर चिन्तन-मननसँ स्पष्ट प्रतिभाषित होइत अछि जे वर्णित विषयक फिल्माकंन क' कए पाठकक समक्ष प्रस्तुत कयलनि जे पाठकक समक्ष वर्णित विषय-वस्तुक समग्र चित्र सोझाँ आबि जाइछ।

हिनक यात्रा-वृतान्त शैलीपर औपन्यासिक शैलीक प्रभाव परिलक्षित होइत अछि जे ओहिमे स्थान विशेषक विस्तृत-चित्रण कयलनि जहिना ओ देखलनि तहिना तकर यथार्थ चित्रण पाठकक समक्ष प्रस्तुत कयलनि। पाठककेँ सहसा बोध होमय लगैत छनि जेना ओहो ओहि यात्राक सहयात्री होथि। हिनक वर्णन-कौशल चित्रात्मक होइत छलनि। एहन चित्रात्मक वर्णन निश्चये अप्रतिम प्रतिभाक परिचायक थिक जे सामान्य रचनाकार द्वारा सम्भव नहि। ओ जाहि वस्तुक वर्णन कयलनि तकर रनिंग कमेन्ट्री ओहिना प्रस्तुत कयलनि जेना आइ काल्हि क्रिकेट खेलक मैदानसँ रेडियो वा टेलिभीजनपर देल जाइछ।

यात्रा-विवरणमे रोचकता अपरिहार्य गुण मानल जाइछ, तकर सम्यक निर्वाह हिनक ओहिठाम गेल छलहुँमे भेल अछि। ओ अत्यन्त भावुक हृदयक व्यक्ति रहथि तैँ बिनु कोनो राग-द्वेषक ओकर यथार्थ वर्णन कयलनि। अपनाकेँ सत्य आ ज्ञानक भण्डार नहि बुझि क' तथा पाठककेँ शिक्षित करबाक मनसा हुनकर कदापि नहि छलनि, जेना ओ पञ्चभूतसँ भिन्न-भिन्न चरितक सहायतासँ, भिन्न-भिन्न दृष्टिकोण उपस्थित कयलनि जाहि प्रकारेँ ओहिठाम गेल छलहुँमे जेना ओ अपनहि संग तर्क करैत यात्राक समापन कयलनि। एहि श्रृंखलान्तर्गतक रचनामे ओ जे किछु मैथिली पाठककेँ द' पौलनि. ओ सभ हुनक आत्म परीक्षणक स्वगत कथन थिक।

मैथिलीक प्राचीन पत्रिकादिक अनुशीलनसँ ज्ञात होइछ जे हुनकर प्रबल इच्छा शक्ति छलनि जे ओ अपन व्यक्तिगत एवं साहित्यिक जीवनक आधारपर आत्मकथाक एक विस्तृत पुस्तकक रचना करथि तकर प्रतिमान उपलब्ध होइछ सांस्कृतिक समिति मधेपुर, मधुबनी द्वारा प्रकाशित स्मृति नामक स्मारिका तथा मैथिली प्रकाशमे प्रकाशित *बाटे-घाटे* (1983) एवं *अनजान क्षितिज* (1983) मे। बाटे-घाटे पहिने प्रकाशित भेल स्मृतिमे जे पश्चात् जा क' मैथिली प्रकाशमे पुन: प्रकाशित भेल। एहि दुनू आलेखसँ ई विषय स्पष्ट होइछ। वस्तुत: ओ आत्मकथा लिखलनि वा नहि से अनुसन्धेय अछि।

मणिपद्यकेँ भाषापर जबरदस्त अधिकार छलनि। हुनक भाषाक चमक कहियो फिक्का नहि पड़लनि। अपन विलक्षण भाषाक कारणेँ ओ मैथिलीमे अनुपम उदाहरण रहथि। मैथिलीमे ओ अपन भाषा आ वर्णन-कौशल कारणेँ प्रख्यात रहथि। चाहे ओ प्रकृतिक दृश्य हो वा महानगरक कोलाहल पूर्ण वातावरण हो, ओ ओकर अत्यंत मनोहारी वर्णन अपन भाषाक बलपर कयलनि। हुनक डायरी, हुनकासँ भेट भेल छल, ओहिठाम गेल छलहुँ एवं आत्मकथा सभक भाषा-शैली अलंकृत अछि जाहिमे कतहुँ अस्वाभाविकताक आभास नहि भेटैछ। विम्ब-धार्मियता हुनक भाषाक सर्वाधिक वैशिष्ट्य थिक। एहन भाषामे संगीतात्मकताक लय आ धारा-प्रवाह अछि।

भाषाक धनी मणिपद्य अपन विचार-वल्लरीक प्रत्याख्यानमे शब्दक एहन अनुपम विन्यास कयलनि जे हुनक भाषामे छन्द रूप आ सुस्वादता अछि जे पाठकक संग हुनक व्यवहार, सौजन्य, आसक्ति आ हास्य-व्यंग्यक बोध होइछ आ जगक संग ओकर व्यवहारमे राग ओ दूरदर्शी काल्पनिकताक पुट भेटैछ। ओ तथ्यपूर्ण भाषाक प्रयोग कयलनि। उपर्युक्त रचनादिमे भाषा-काव्यमयी अछि जे स्थल-स्थलपर ओ अनुप्रास, उपमा, उत्प्रेक्षा आ रूपकक झड़ी लगा देलनि जे हिनक एहि साहित्यक अनुपम उपलब्धि थिक।

हिनक भाषा मिथिलाञ्चलक लोक माटिक भाषा थिक। हिनक भाषापर हिनक व्यक्तित्वक एतेक गम्भीर छाप छलनि जे सुगमतापूर्वक चिन्हल जा सकैछ। हिनक भाषामे एहन अद्भूत शक्ति सम्पन्न आ वैभव पूर्ण अछि जाहि कारणेँ हिनक रचना सभकेँ बारम्बार पढ़बाक उत्सुकता पाठकक मनमे सतत जागृत होइत रहैछ चाहे उपन्यास हो, कथा हो, नाटकक हो, एकांकी हो, संस्मरण हो, यात्रा-वृतान्त हो, डायरी हो वा आत्म-कथा हो। एहिमे साधु भाषाक संगहि-संग ठेंठ चलन्त भाषाक स्त्रोतस्विनी प्रवाहित कयलनि। लोकप्रचलित शब्दावलीकेँ ओ मने-मन स्वीकार क' लेने रहथि जकर यथार्थ प्रतिरूप हुनक समग्र साहित्यान्तर्गत प्रतिध्वनित होइत अछि। शास्त्रीय-भाषाक संगहि-संग ओ आंचलिक भाषाक अनुच्छिष्ट उपमाक प्रयोग प्रचुर परिमाणमे कयलनि। जनिका मिथिलांचलक ग्राम्य-शब्दाब्लीक उपमानक रसास्वादन करबाक होइन ओ मणिपद्य-साहित्यक अवगाहण करथु जाहिमे हुनका एहन-एहन शब्दावलीक संग साक्षात्कार होयतनि तकर यथार्थ अर्थ-बोधमे अवश्य कठिनता होयतनि। अन्यान्य भारतीय भाषामे हिनक रचनादिक अनुवाद करबा काल कतिपय समस्या उत्पन्न होइछ जे ओकर समानार्थी शब्द सुगमतापूर्वक नहि उपलब्ध होइछ जाहि सन्दर्भमे ओ प्रयोग कयलनि।

विषयगत विविधताक अनुरूप हिनक भाषा-शैली विविध रूप थिक। संस्कृत गार्भित मिश्रित भाषा, काव्यात्मक आ भाव बहुल भाषा, सामान्य लोकक भाषाक संगहि-संग ओ आलंकारिक भाषाक सेहो प्रयोग कयलनि। एहि श्रृंखलान्तर्गत रचनादिमे मिथिलाञ्चलक माटिपानिक अपूर्व सौष्ठव अछि। ई अत्यन्त छोट-छोट वाक्यक प्रयोग कयलनि जाहिसँ भाषासँ चमत्कार आबि गेल अछि। एहि रचना-समूहमे संलाप-शैलीक प्रयोग ओ कयलनि। काव्यक समानहि हिनक गद्यक भाषा-शैली सेहो अत्यन्त सरल, प्रवाह पूर्ण आ माधुर्य युक्त अछि। भाव, भाषा आ संगीतक त्रिवेणीक संगम बना क' ओ गद्यक निर्माण कयलनि। हुनक शब्द-चयन अत्यन्त शिष्ट, भावानुकूल तथा सरल वाक्य-विन्यास अत्यन्त सुदृढ़ अछि। हुनक गद्य-भाषामे सर्वत्र कविताक सरसता, तल्लीनता, तन्मयता आ तीव्रता अछि। फलत: पाठक कखनो कोनो स्थलपर अरुचिकर नहि अनुभव नहि करैछ, प्रत्युत कलाकारक भावक संग बहैत चल जाइत अछि। ओ भाव-प्रवण रचनाकार रहथि। अतएव जाहि स्थलपर मार्मिक अनुभूति आ विलक्षण काल्पनिकताक समन्वय अछि ओतय भाषाक सौन्दर्य प्रेक्षणीय अछि। अपन भावुक अभिव्यक्तिमे ओ अत्यंत आलंकारिक एवं व्यंजनापूर्ण शैलीक प्रयोग कयलनि। हुनक शैलीमे कल्पनाक प्रौढ़ता, भावुकता, सजीवता आ भाषाक चमत्कार दर्शनीय अछि। हुनक भाषा-शैलीमे स्पनन्दन अछि, दृश्यकेँ मथबाक शक्ति अछि, सुकुमारता आ तरलता अछि जे मैथिलीमे अन्यत्र दुर्लभ अछि।

मणिपद्य गद्यक उदात्त रूप उपलब्ध होइछ हुनक डायरी, हुनकासँ भेट भेल छल, ओहि ठाम गेल छलहुँ आ आत्मकथामे। ओ गद्य रचना कयलनि कविक समान, हुनक गद्यक गुण कविताक गुण थिक। एहि सिरीजक गद्य तकर प्रतिमान प्रस्तुत करैछ जे ओहिमे शब्दालंकारक संगहि अर्थालंकारक अपूर्व चमत्कार भेटैछ। हुनक गद्य-साहित्य वा पद्य-साहित्य हुनक व्यक्तित्वक अखण्डताकेँ प्रमाणित करैछ। जहिना स्मितफान मलार्गेक पोलरीक गद्यक समानहि सांकेतिक होइत छलनि तहिना हिनक गद्य-साहित्य विषयोविशुद्ध आ भार रहित अछि। ओ अपन डायरी, संस्मरण, यात्रा वृतान्त आ आत्मकथामे एकरे आधार बनौलनि आ अपन भावनाक, अपन कल्पनाक, अपन मूल्यबोध आ मत पक्षक विस्तार कयलनि एहि सिरीजक गद्य-रचना एक रम्य रचनाक प्रतिमान प्रस्तुत करैछ।

स्वातंत्र्योत्तर मैथिली गद्य-साहित्यमे हिनक प्रवेश एक महत्वपूर्ण ऐतिहासिक घटना थिक जे ओ स्वातन्त्र्योत्तर गद्य-साहित्यक स्रष्टाक रूपमे ख्याति अर्जित कयलनि। गद्यक स्वरूप जाहि रूपेँ विवर्त्तित आ रूपान्तरित भेल जा रहल अछि तथा आधुनिक गद्य कहबासँ जकर बोध होइत अछि तकर साक्ष्य, प्रमाण आ उदाहरणक भण्डार थिक हिनक गद्य-साहित्य। हिनक गद्यमे साधु-भाषा ओ चलन्त-भाषा, धरौआ, गोष्ठी ओ दरबारी रीतिक प्राचीन, आधुनिक आ आधुनातन शैली हुनक अक्षय गद्य-साहित्य एकर साक्ष्य थिक जकरा हम गद्यक अणु-विश्व कही तँ कोनो अत्युक्ति नहि हैत। हिनक गद्यमे सब किछु अछि भारी, हल्लुक, गम्भीर, चपल, तत्सम, तद्भव, देशज, विदेशज, समतल, उबड़-खाबड़, अत्युक्ति, वक्रोक्ति, स्वाभावोक्ति तथा ओहिसँ मिलल-जुलल राग-रागिणी अछि। सात्विक मिताचारक सन्निकट, ऐश्वर्यक आत्मविकिरण हिनक गद्यक सर्वोपरि उपलब्धि थिक। जीवन स्मृति, परिमित, यथोचित ओ स्वतन्त्र थिक हिनक गद्य।

हिनक गद्यक अध्ययनसँ मैथिली गद्य-धाराकेँ जानल जा सकैछ, जे ऐतिहासिक वा अन्यान्य कारणेँ अन्य कोनो मैथिली गद्यकारक प्रसंगमे नहि कहल जा सकैछ। हिनक गद्यमे पद्य-छन्दक वाणी अनगुञ्जित भ' रहल अछि। हिनक वाक्य ऋजु अछि, शिक्षित सैन्य-दलक समान ओ कालवद्ध चरण मिला क' चलैछ, ओकर श्रृंखला आ धारावाहिकता युक्ति निर्भर अछि जे एक अभिप्रायक क्षमतासँ सम्वद्ध अछि। हिनक गद्यक कल्प वा यूनिट वाक्य नहि अनुच्छेद थिक। यद्यपि हिनक गद्य महाकविक गद्य थिक तथापि ओ पद्य-गन्धी नहि। हिनक गद्य साहित्य अप्रतिम प्रतिभाक हस्ताक्षर थिक जे वेगवान आ दीप्तिपूर्ण अछि।

जे क्यो पाठक हुनक समग्र गद्य-साहित्यकेँ घ्यानसँ पढ़ने होयताह हुनक निश्चित धारणा होयतनि जे गद्य-शिल्पमे ओ मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ-पुरुष रहथि तथा हुनक समकालीन गद्य-साहित्य अत्युच्च अछि। विशेषत: हुनक संस्मरणक गद्य

तीव्र आ गम्भीर अछि। गद्य-शिल्पक एहन ऐश्वर्य, एहन वैभव अन्य कोनो गद्यकारक रचनामे प्रकट भेल अछि, ताहिमे सन्देह अछि।

हुनकासँ भेट भेल छल, डायरी, ओहिठाम गेल छलहुँ एवं आत्मकथाकेँ प्रकाशन तिथिक अनुरूपहि एकहि संग विश्लेषण कयल अछि। चारू सिरीजक रचना समूहकेँ समवेत रूपसँ हुनकासँ भेट भेल छल नाम देल अछि तकर दुइ कारण अछि। प्रथमत: हुनकासँ भेट भेल छलक संख्या अधिक अछि आ द्वितीय जे साहित्यिक दृष्टिएँ सभ तँ संस्मरणेक श्रेणीमे अबैत अछि।

* * *

# अमरक एकांकी: सामाजिक यथार्थ

नाटकक प्रकृत्या सामाजिक कला थिक। एकर आयोजनसँ ल' कए अवलोकन धरि समस्त क्रिया समाजे द्वारा सम्पादित होइत अछि। अन्तत: एकर प्रदर्शन समाज द्वारा सामाजिक लेल कयल जाइत अछि। अतएव एकर सर्वस्वर समाज द्वारा सामाजिकतासँ सम्पुष्ट अछि। एकर संरचनाक मूल प्रेरणाक स्थल सामाजिक थिक। लेखक समाजगत प्रेरणासँ अनुप्राणित भ' कए नाट्य रचना दिस प्रवृत्त होइत छथि। समाजिक जीवनमे घटित भेनिहार विभिन्न क्रिया कलाप, वेष-भूषा, भाषा आदिक आधारपर नाटकककार अपन नाट्य क्रिया कृतिमे कथानक, पात्र, रस, संवाद आदि विभिन्न नाटकीय तत्वक समावेश करैत छथि। नाट्यकर्त्ताक मानस पटलपर समाजक जे स्वरूप अंकित होइत छनि ओकरा ओ पुन: सामाजिकक समक्ष प्रदर्शित करैत छथि। कोनो देशक समामाजिक विकास तथा नाट्य-साहित्येतिहासिक तुलनात्मक विश्लेषणसँ स्पष्ट भ' जाइछ नाटकक संरचनामे सामाजिकक प्रेरणा सर्वदा प्रमुख स्वरूप रहल अछि। मैथिली नाट्य परम्पराक अवलोकनसँ सामाजिक प्रेरणाक स्वरूप पूर्ण रूपेण स्पष्ट भ' जाइछ। एहिमे समाजक यर्थाथ स्थितिक चित्रण नाटकककार अत्यन्त सूक्ष्मतासँ क' कए वास्तविकताक परिचय देलनि अछि।

प्रत्येक महत्वपूर्ण नाटकककार एवं एकांकीकार ओ अपन कृतिक माध्यमे जीवनक कोनो-ने-कोनो मूल्यकेँ अपन अन्तदृष्टिकेँ अपन सामाजिक, दार्शनिक, नैतिक, माननीय उपलब्धिकेँ अभिव्यक्ति करैत छथि। प्रत्येक साहित्यकारक सामाजिक दायित्व होइत छनि, किन्तु दृश्य साहित्य लिखबाक कारणेँ नाटकककार अन्यक अपेक्षा अधिक उत्तरदायी होइत छथि। नाट्यकर्ता अपन सार्थकता तखने सिद्ध क' सकैत छथि जखन ओ सामाजिक चेतनाकेँ कर्त्ता अपन संस्पर्श करैत छथि। इएह कारण अछि जे नाटकक वा एकांकी वा प्रहसन सामयिक होइत अछि। जीवनक जटिलता ओ गूढ़ रहस्यकेँ खोलि क' देखबाक कारणेँ आधुनिक सन्दर्भमे जाहि द्रुत गतिएँ एकरा माध्यम जतेक सुगमतासँ भ' सकैछ ततेक साहित्यक अन्य कोनो विघासँ नहि। जन समाजमे सामयिक स्थितिक ओ समाज प्रति चेतना उत्पन्न करब नाटकककारक प्रमुख दायित्व होइत छनि। राष्ट्र ओ समाजमे व्याप्त निर्जीवता एवं यांत्रिकतासँ पृथक् रहि क' उद्बुद्ध करब

नाटकककारक घर्म होइत छनि। एहन पैघ उत्तरदायित्वक सफल निर्वार्थ परमावश्यक अछि जे ओ वर्ग विशेष वा सिद्धान्त विशेष वा दल विशेष धरि अपनाकेँ सीमित नहि राखि, समाजक समग्रताकेँ प्रत्येक दृष्टिएँ सामाजिकक सम्मुख प्रस्तुत करथि। एहि लेल नाटकककारकेँ अपन कृतिमे परिस्थितिक व्याघातक विरूद्ध संघर्षरत होमय पड़ैत छनि। क्षणिक ख्यातिक हेतु ओछपनमे नहि पड़ि नाटकककार सामाजिक शक्तिक गम्भीर अध्ययनक हेतु केन्द्रित होइत छथि। सामाजिक विवर्त्तनक फलस्वरूप नाटकककारक दायित्व अधिक भ' गेलनि अछि। ओ सब ओकर विरोध करैत छथि।

आधुनिक वैज्ञानिक आविष्कारक फलस्वरूप समाजिक परिवेशमे तीव्र गतिएँ परिवर्त्तन भ' रहल अछि। परम्परागत घारणादि, प्रथादि, व्यवस्थादि, आदर्शादिसँ लोकक धारणा शनै:-शनै समाप्त होमय लागल अछि। अतीतक व्यवस्था आदि वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे जीवनयापनक लेल पर्याप्त नहि, रहि गेल अछि। समाजमे एक विचित्र स्थिति उत्पन्न भ' गेलैक अछि। एहन अवस्थामे समाजसँ बनब तथा समाजकेँ बनायब नाट्य प्रक्रियाक आधार भूत हेतु बनि गेल अछि। तेँ नाटकककारकेँ सामाजिकक रुचिसँ प्रभावित हैबाक होइत छनि। संगहि हुनका समाजकेँ सुरुचि सम्पन्न बनयबाक प्रयत्न करय पड़ैत छनि। नाटककमे नाटकककारक मानसिकताक विम्ब रहैत अछि ई प्रतिविम्ब आत्मनिष्ठ एवं स्वयं पूर्ण होइछ। नाटकककारक मानसिकता हुनक गृहीत संस्कार तथा समाजमे घटित घटनादिक परिणाम होइत अछि।

यद्यपि मैथिली साहित्यमे समस्त पूर्वांचालक भाषाक अपेक्षा नाट्य-साहित्य समृद्धशाली परम्पराक दिग्दर्शन एकर प्रारम्भिकावस्थहिसँ दृष्टिगत होइत अछि तथापि एकांकी साहित्यपर दृष्टिपात करैत छी तँ एकर उदय ओ विकास बीसम शताब्दीक चतुर्थ दशाब्दसँ प्रारम्भ होइत अछि। वर्त्तमान युगमे जीवनक व्यस्तता, अशांति, कार्याधिक्यक कारणेँ अवकाशाभाव तथा जीवनक बढ़ैत द्वन्द्व एकर विकासक मूलमे अछि। शिक्षा प्रचारिक फलस्वरूप विद्यालय, महाविद्यालय ओ विश्वविद्यालयमे अभिनयोपयोगी एकांकीक निरन्तर माँग तथा रेडियो-टेलीभिजनक प्रचार-प्रसारक फलस्वरूप एकांकीक लोकप्रियता बढ़ैत गेल अछि। द्वितीय विश्व युद्धक अवसरपर गद्य-साहित्यक प्रचारात्मक साधनक आवश्यकता भेलैक। फलत; एकांकीक अनेक रूपक विकास भेलैक जाहिमे रेडियो प्ले फीचर फेंटेसी आदि प्रमुख अछि। किन्तु मैथिली एकांकीक विकास ओ प्रचार-प्रसार स्वातंत्र्योत्तर युगमे भेल अछि।

बीसम शताब्दीक विगत पाँच दशकसँ मैथिली साहित्यक गतिविधिपर दृष्टिनिक्षेप कयनिहार सर्वाधिक चर्चित साहित्य-मनीषीमे जनिक गणना कयल जाइत छनि ओ

छथि अग्रगण्य साहित्य-चिन्तक, सशक्त कवि, उपन्यासकार, कथाकार, एकांकीकार, प्रहसनकार, इतिहासकार अनुवादक, सम्पादक, ओ आलोचकक रूपमे विशिष्ट स्थान रखनिहार चन्द्रनाथ मिश्र *अमर* (1925)। हिनक वास्तविक प्रतिभाक प्रस्फुटन भेल हास्य-व्यंग्यसँ संयुक्त काव्य-सृजनसँ। एही कारणेँ मैथिली पाठकक सर्वाधिक चर्चित व्यक्ति रूपमे ख्याति अर्जित कयलनि। तथापि हुनक जतबहि एकांकी ओ प्रहसन अद्यापि उपलब्ध भ' रहल अछि ओहि आधारपर हुनका श्रेष्ट एकांकीकार ओ प्रहसनकारक रूपमे गणना कयल जाय तँ एहिमे कोनो अत्युक्ति नहि। हिनक वैशिष्ट्य एहि विषयकँ ल' कए अछि जे ओ एकांकी ओ प्रहसनमे जँ गंगा-यमुनाक धारा प्रवाहित कयलनि अछि तँ ओहिमे हास्य-व्यंग्यक लुप्त सरस्वती सेहो दृष्टिगत होइत अछि जे हिनक रचना धार्मियताक वैशिष्टय थिक।

चन्द्रनाथ मिश्र अमर स्वयं एक कशुल अभिनेता, कुशल निर्देशकक रूपमे अपन यथार्थ प्रतिभाक परिचय अपन कार्य-कालमे देलनि, जकर फलस्वरूप समाजमे ओ प्रतिष्ठा अर्जित कयलनि। एम. एल. एकेडमी लहेरियासरायमे अध्यापनक प्रारम्भिक कालहिसँ सेवा निवृति काल धरि भिन्न-भिन्न उत्सवपर नाटकक, एकांकी प्रहसनक मंचनमे निर्देशकक रूपमे सम्वद्ध रहलाह जकर प्रतिफल हमरा लोकनि देखि चुकल छी जे मैथिली फिल्मक अभ्युत्थानार्थ कन्यादानमे लालकाकामे अभिनय क' कए मैथिली रंगमंचक विकासार्थ अभियानक अवदान देलनि जकर फलस्वरूप ओ समस्त मिथिलांचलमे लोकप्रियता अर्जित कयलनि। इएह कारण अछि जे हिनकामे रंगमंचोपयोगिता अद्यापि अक्षुण्ण छनि, जकर प्रतिफल ई भेल जे कतिपय नाटकक एकांकी ओ प्रहसनक मंचन हिनक कुशल निर्देशनमे भेल। ओ समाजकँ अत्यन्त समीपसँ देखलनि तथा ओकर सजीव चित्र अपन एकांकी ओ प्रहसनमे सामाजिक यथार्थक वास्तविक मूल्यांकनमे भेल अछि। ई अपन एकांकी ओ प्रहसनमे मिथिलांचलक सामाजिक जीवनक यथार्थवादी स्वरूपक उपस्थापन कयलनि। ओ नव समाजक कल्पना कयलनि तथा आधुनिक जीवनसँ आयल विकृतिकँ केन्द्र-विन्दु बनौलनि जे सामाजिक परिप्रक्ष्यकँ जनबामे सहायक सिद्ध भेल।

मैथिलीक विभिन्न पत्रिकादिक अन्वेषण अनुसंधान ओ सर्वेक्षणोपरान्त अद्यापि हिनक जे एकांकी ओ दृष्टि पथपर आयल अछि ओ थिक *टोपी* (वैदेही 1950) समाधान (1955)मे संग्रहीत प्रहसन *आधुनिक पाठ्य प्रणाली* दुइ एकांकी *निरक्षरता निवारक पाठशाला* एवं *श्रमदान, घरैया लूरि* (वैदेही नवम्बर-दिसम्बर 1958), *मलरवि* (मिथिला दर्शन 1965) *बाइचान्स* (मिथिला मिहिर 14मार्च1965) *ब्रह्मस्थान* (पटना रेडियोसँ प्रसारित) *हाकिमक हाकिम वा ननदिओक ननदि, दिशा बोध* (मिथिला मिहिर 16 जुलाइ 1978) पत्रिकादि एवं विभिन्न संग्रहमे संगृहीत अछि। एम्हर आबि

क' ओ समग्र एकांकी एवं प्रहसनक संग्रह प्रकाशित कयलनि अछि *खजवा टोपी* (2005)क नामे जाहिमे *कौआ ल गेल कान* (1998) एक नव एकांकी दृष्टिगत भेल अछि। एहि ट्टष्टिसँ हुनक कुल मिला क' एगारह एकांकी प्रकाशित अछि जाहि मे दुइ प्रहसन आ शेष एकांकीक परिप्रेक्ष्यमे हिनक मूल्यांकन करबाक उपक्रम कयल जा रहल अछि। ओ मैथिलीक एहि विधान्तर्गत एक नव प्रतिमान उपस्थित करबामे सहायक भेलाह।

हिनक, एकांकी ओ प्रहसनमे पाठक एवं दर्शककेँ मिथिलांचलक समाजक प्रतिविम्ब भेटैछ। ओ अपन एकांकी एवं प्रहसनमे समाजमे प्रचलित समस्यादिक स्पष्ट अंकन, सूक्ष्म निरीक्षण एवं विषय उपस्थापन अत्यन्त प्रभाव पूर्ण शैलीमे कयलनि। ओ जाहि समस्याकेँ उपस्थित कयलनि अछि, ओ ओहि कालक सापेक्ष धरि सीमित नहि रहल, प्रत्युत भविष्य कालीन परिणामक स्पष्ट अंकन करबामे सहायक भेल। हमर धारणा अछि जे भविष्यमे सेहो हिनक एकांकी एंव प्रहसन ओहिना प्रभाव अनुभूत हैत। कतिपय समस्या एहन अछि जे कोनो स्थितिमे कहियो नष्ट नहि हैत - जेना दलितपर भेनिहार अन्याय, अत्याचार, शोषण, पीड़न शिक्षाक परिवर्त्तित स्वरूप, भ्रष्टाचार, राजनीतिक भ्रष्टता, सामाजिक असमानता इत्यादिकेँ ओ एकांकी एवं प्रहसनमे युगीन सन्दर्भकेँ महत्व देलनि। ओ जीवन पर्यन्त अध्ययन-अध्यापनसँ सम्वद्ध रहलाह आ समाजक विभिन्न स्तरक विद्यार्थीकेँ अत्यन्त समीपसँ दैखलनि। ओकर कतिपय समस्यादि जे हुनक मनमे गड़लनि तकर ओ एकांकी एवं प्रहसनमे सजीव रूपेँ प्रस्तुत करबाक उपक्रम कयलनि। जेना कोनो कानून बनैत अछि सर्वसाधारणकेँ न्याय दियबाक हेतु, किन्तु कखनो-कखनो न्यायमे एतेक बेसी जड़ता आबि जाइत छैक जे ओहिसँ न्याय नहि भेटि पबैछ। अतएव परिवर्त्तनशील समाजक लेल आवश्यकता अछि जे कानूनमे सेहो समय-समयपर परिवर्त्तन हो। कैंसर अत्यन्त पीड़ादायक बिमारी छैक जकर औषधि नहि छैक। एकमात्र मृत्युक अतिरिक्त आन कोनो उपाय नहि छैक। तखन दोसर यथार्थ दया मरणक कानून हैबाक चाही।

मैथिली दृश्य काव्यमे ई दस्तक देलनि प्रहसनकारक रूपमे। हिनक पहिल प्रहसन प्रकशित भेल टोपी। एहि प्रहसन अनुशीलनसे अवबोध होइछ जे एहिपर व्यंग्यसम्राट हरिमोहन झा (1908-1984) क प्रसिद्ध प्रहसन बौआक दाम (1946)क स्पष्ट प्रभाव अछि। फ्रेंच नाटकककार मौलियर (1622-1673) जहिना अपन नाटककमे हास्यक आयोजनक हेतु कतिपय साधनकेँ अपनौलनि तहिना ई अपन टोपी प्रहसनमे सेहो एकर आयोजन कयलनि, किन्तु स्थल-स्थलपर एहि *जार्ज बर्नार्ड शाँ* (1856-1950)क समान गम्भीर व्यंग्यक रूप परिलक्षित होइत अछि।

आधुनिक पाठ्य-प्रणाली (1955)मे प्रहसनकार सरकारक आधुनिक शिक्षा

नीतिक परिप्रेक्ष्यमे एक शिक्षकक हैसियतसँ जे अनुभव कयलनि तकरे पृष्ठभूमिमे एकरा परिवर्त्तित सामाजिक परिवेशमे प्रस्तुत कयलनि अछि। मैथिलीक इतिहासकार एकर गणना एकांकीक श्रेणीमे कयलनि अछि, किन्तु ई विशुद्ध रूपेँ प्रहसन थिक, जाहिमे हास्य-व्यंग्यक धारा प्रवाहित भेल अछि। प्राचीन ओ नवीन शिक्षा प्रणालीक परिप्रेक्ष्यमे प्रहसनकार एकर कथा भित्तिक निर्माण कयलनि अछि जे पाठक एवं दर्शककेँ मनोरंजन करबाक हेतु प्रचुर अवसर प्रदान करैत अछि। प्रचीन परम्परानुसार जतय साले साल धौत परीक्षोतीर्ण पंडित लोकनि दरभंगा महाराजक ओतय गौरवान्विक होइत छलाह ततहि आधुनिक पाठ्य-प्रणालीक परिप्रेक्ष्यमे परीक्षा तँ सत्यनाराण पूजाक समान संकरातिञेँ-संकरातिञेँ भ' रहल अछि। एतय प्रहसनकार समसामयिक समाजमे प्रचलित सरकारक आधुनिक पाठ्य-प्रणालीमे प्रचलित शिक्षा नीतिपर व्यंग्य करैत छथि जखन देश स्वतन्त्र भेल छल, नव-नव योजना कार्यान्वित भेल जाहिसँ शिक्षा जगत सेहो बाँचल नहि रहि सकल। परिवर्त्तित परिवेशमे प्रहसनकारक व्यंग्य कतेक मर्मस्पर्शी थिक तकर अवलोकन तँ करू :

**बचकानी :**

> *बापरे! से धरि सत्ते, छोट-छोट नेना सब हक्कर पेलैत चढ़ले भानसमे सँ काँचे कोचिल खा क' तीन-तीन कोस दौड़ल जाइत अछि आ सुनैत छिऐक जे स्कूलपर एकरा सबसँ टकुरी- चर्खा कटबैत जाइत छैक।*
>
> *(समाधान, निर्माण प्रकाशन, लहेरियासराय, 1955, पृष्ठ-15)*

स्वातन्त्र्योत्तर भारतमे नवीन शिक्षा-नीतिक तहत स्कूलपर बुनिआदी शिक्षाकेँ प्रश्रय देल गेलक तथा एकरा क्रियान्वित करबाक हेतु पाठ्यक्रममे आवश्यक परिवर्त्तन कयल गेल, जकरा समकालीन सामाजिक परिवेशमे स्वीकार करबाक स्थितिमे समाज एकदम नहि छल। समाजक एहन मानसिकतापर प्रहसनकार हस्य-व्यंग्यसँ युक्त धारा प्रवाहित कयलनि अछि:

**बुद्दन :**

> *हौ तोँ मौसम्मातक बेटा बेटा थिकाह जे चर्खा लेबह ओ तँ गाँधी बाबा एकटा रास्ता देखा गेलथिन्ह जे राड़ँ, मसोम्मात अपन गुजर करत, जकर जीवन पहाड़ छैक आ तोरा कथीक चिन्ता छह? कोन वस्तुक कम्मी छह ?*
>
> *(समाधान पृष्ठ-19)*

